'विदेह' ५८ म अंक १५ मइ २०१० (वर्ष ३ मास २९ अंक ५८) 

वि दे ह *विदेह Videha* *বিদেহ* ***http://www.videha.co.in*** *विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका Videha Ist Maithili Fortnightly e Magazine* विदेह प्रथम मैथिली पाक्षिक ई पत्रिका *नव अंक देखबाक लेल पृष्ठ सभकेँ रिफ्रेश कए देखू।* Always refresh the pages for viewing new issue of VIDEHA. Read in your own scriptRoman(Eng)Gujarati Bangla Oriya Gurmukhi Telugu Tamil Kannada Malayalam Hindi

*एहि अंकमे अछि:-*

**१. संपादकीय संदेश**

२. गद्य

२.१.जगदीश प्रसाद मंडल-अवतारवाद

२.२.सरोज खिलाडी-बोतल राम ( मैथिली एकल नाटक )

२.३.बेचन ठाकुर-“बेटीक अपमान”(नाटक)

२.४.१.बिपिन झा-**बालमजदूर पर हमर लेखिनीक दृष्टि**, २.बीरेन्द्र कुमार यादव-राजदेव मंडलक बाढ़िक चित्रपर

२.५.प्रेमशंकर सिंह-संस्मरण साहित्य

२.६.रामप्रवेश मंडल-**लघुकथा**-पछतावा

२.७.जगदीश प्रसाद मंडल-जीवन संघर्ष-४

२.८.राजेश्वर नेपाली- कवि पं. प्रतापनारायण झा कें छठम पुण्यतिथि पर हार्दिक श्रद्धाञ्जलि

३. पद्य

३.१.कालीकांत झा "बुच"1934-2009-आगाँ

३.२.गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा २३म खेप

३.३.ज्योति सुनीत चौधरी-आसमानी आकाश

३.४.१.  रामभरोस कापड़ि भ्रमर-गजल २.  नन्द विलास राय-गीत

३.५.  शिव कुमार झा- पद्य

३.६.१.  राजदेव मंडल-तीन टा कविता २.  सतीश चन्द्र झा-दूटा कविता

-

३.७.  कामिनी कामायनी-बंजारा मोन

३.८.  डॉ. शेफालिका वर्मा-दूटा कविता

४. गद्य-पद्य भारती: कोंकणी कथा-मर्णताळणी-मूल कथाकार-  वसंत भगवंत सावंत-हिन्दी अनुवाद-डॉ. शंभु कुमार सिंह ओ श्री  सेबी फर्नांडीस-मैथिली अनुवाद-  डॉ. शंभु कुमार सिंह-मृत्युकेँ टारब

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ( ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी मे ) पी.डी.एफ. डाउनलोडक लेल नीचाँक लिंकपर उपलब्ध अछि। All the old issues of Videha e journal ( in Braille, Tirhuta and Devanagari versions ) are available for pdf download at the following link.

विदेह ई-पत्रिकाक सभटा पुरान अंक ब्रेल, तिरहुता आ देवनागरी रूपमे Videha e journal's all old issues in Braille Tirhuta and Devanagari versions

विदेह ई-पत्रिकाक पहिल ५० अंक

विदेह ई-पत्रिकाक ५०म सँ आगाँक अंक

विदेह आर.एस.एस.फीड।

"विदेह" ई-पत्रिका ई-पत्रसँ प्राप्त करू।

अपन मित्रकेँ विदेहक विषयमे सूचित करू।

↑ विदेह आर.एस.एस.फीड एनीमेटरकेँ अपन साइट/ ब्लॉगपर लगाऊ।

ब्लॉग "लेआउट" पर "एड गाडजेट" मे "फीड" सेलेक्ट कए "फीड यू.आर.एल." मे http://www.videha.co.in/index.xml टाइप केलासँ सेहो विदेह फीड प्राप्त कए सकैत छी। गूगल रीडरमे पढ़बा लेल http://reader.google.com/ पर जा कऽ Add a Subscription बटन क्लिक करू आ खाली स्थानमे http://www.videha.co.in/index.xml पेस्ट करू आ Add बटन दबाऊ।

मैथिली देवनागरी वा मिथिलाक्षरमे नहि देखि/ लिखि पाबि रहल छी, (cannot see/write Maithili in Devanagari/ Mithilakshara follow links below or contact at ggajendra@videha.com) तँ एहि हेतु नीचाँक लिंक सभ पर जाऊ। संगहि विदेहक स्तंभ मैथिली भाषापाक/ रचना लेखनक नव-पुरान अंक पढ़ू।
http://devanaagarii.net/

http://kaulonline.com/uninagari/ (एतए बॉक्समे ऑनलाइन देवनागरी टाइप करू, बॉक्ससँ कॉपी करू आ वर्ड डॉक्युमेन्टमे पेस्ट कए वर्ड फाइलकेँ सेव करू। विशेष जानकारीक लेल ggajendra@videha.com पर सम्पर्क करू।)(Use Firefox 3.0 (from WWW.MOZILLA.COM )/ Opera/ Safari/ Internet Explorer 8.0/ Flock 2.0/ Google Chrome for best view of 'Videha' Maithili e-journal at http://www.videha.co.in/ .)

Go to the link below for download of old issues of VIDEHA Maithili e magazine in .pdf format and Maithili Audio/ Video/ Book/ paintings/ photo files. विदेहक पुरान अंक आ ऑडियो/ वीडियो/ पोथी/ चित्रकला/ फोटो सभक फाइल सभ (उच्चारण, बड़ सुख सार आ दूर्वाक्षत मंत्र सहित) डाउनलोड करबाक हेतु नीचाँक लिंक पर जाऊ।

VIDEHA ARCHIVE विदेह आर्काइव



भारतीय डाक विभाग द्वारा जारी कवि, नाटककार आ धर्मशास्त्री विद्यापतिक स्टाम्प। भारत आ नेपालक माटिमे पसरल मिथिलाक धरती प्राचीन कालहिसँ महान पुरुष ओ महिला लोकनिक कर्मभूमि रहल अछि। मिथिलाक महान पुरुष ओ महिला लोकनिक चित्र 'मिथिला रत्न' मे देखू।



गौरी-शंकरक पालवंश कालक मूर्त्ति, एहिमे मिथिलाक्षरमे (१२०० वर्ष पूर्वक) अभिलेख अंकित अछि। मिथिलाक भारत आ नेपालक माटिमे पसरल एहि तरहक अन्यान्य प्राचीन आ नव स्थापत्य, चित्र, अभिलेख आ मूर्त्तिकलाक़ हेतु देखू 'मिथिलाक खोज'

मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित सूचना, सम्पर्क, अन्वेषण संगहि विदेहक सर्च-इंजन आ न्यूज सर्विस आ मिथिला, मैथिल आ मैथिलीसँ सम्बन्धित वेबसाइट सभक समग्र संकलनक लेल देखू "विदेह सूचना संपर्क अन्वेषण"

विदेह जालवृत्तक डिसकसन फोरमपर जाऊ।

"मैथिल आर मिथिला" (मैथिलीक सभसँ लोकप्रिय जालवृत्त) पर जाऊ।

१. संपादकीय

मैथिलीक नामपर गानल-गूथल संस्था अछि। हँ मुदा दुर्गा पूजा समिति आ काली-पूजा समिति सभ नृत्य-नाटक (हिन्दी नाटक!) करबैत अछि, छागरक शिरा लॉटरी लगा कऽ बेचैत अछि आ मैथिल ब्राह्मण साहित्यकारकेँ पुरस्कृत सेहो करैत अछि। हाथ उठा कऽ जिन्दाबाद करू, मैथिलीपर उपकार करैले एहन संस्था सभक वार्षिक भक्क टुटबाक कार्यक्रमपर।

एम्हर जनकपुरमे विदेह आर्काइवक आधारपर छपल ९ टा पोथीक लोकार्पण नेपालमे भेल। राधाकृष्ण चौधरीजीक मिथिलाक इतिहासक पाण्डुलिपिक सेहो पहिल प्रूफक बाद पी.डी.एफ. वर्सन डाउनलोड लेल रिलीज भेल। ई सभटा पोथी आ मारते रास चित्रकथा/ कॉमिक्सक पोथी https://sites.google.com/a/videha.com/videha-pothi/ एहि लिंकपर पी.डी.एफ. डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि।

प्रीति ठाकुरक गोनू झा आ आन चित्रकथा सेहो आब नीचाँक लिंकपर डाउनलोड लेल उपलब्ध अछि:

http://www.box.net/shared/x0zs7ueiml

आ विश्वनाथन आनन्द विश्व शतरंज प्रतियोगिता चारिम बेर जीति लेलन्हि।

*संगहि "विदेह" कैँ एखन धरि (१ जनवरी २००८ सँ १४ मई २०१०) ९८ देशक १,३१६ ठामसँ ४२,६५२ गोटे द्वारा विभिन्न आइ.एस.पी.सँ २,४०,९२२ बेर देखल गेल अछि (गूगल एनेलेटिक्स डाटा)- धन्यवाद पाठकगण।*

गजेन्द्र ठाकुर

ggajendra@videha.com

सूचना: पंकज पराशरकेँ डगलस केलनर आ अरुण कमलक रचनाक चोरिक पुष्टिक बाद (proof file at *http://www.box.net/shared/75xgdy37dr* and detailed article and reactions at http://www.videha.co.in/videhablog.html बैन कए विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनसँ निकालि देल गेल अछि। पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 ..उर्फ..नोम चोम्स्की..उर्फ राजकमल चौधरी.....उर्फ...इलारानी सिंह...उर्फ...कतेक उर्फ एहि लेखकक बनत नहि जानि... राजकमल चौधरीक अप्रकाशित पद्य (आब विदेह मैथिली पद्य २००९-१० मे प्रकाशित पृ.३९-४०) ''बही-खाता''क एहि *धूर्तता, चोरि कला आ दंद-फंद करैवला* पंकज पराशर..उर्फ..उर्फ.. [गौरीनाथ-अनलकान्तक एहि चोर लेखकक लेल प्रयुक्त शब्द- सम्पादकीय अंतिका अक्टूबर-दिसंबर, 2009- जनवरी-मार्च, 2010- पंकज पराशर प्रसंगमे-] द्वारा ''हिसाब'' नामसँ छपबाओल गेल- विशेष विवरण http://aaum.blogspot.com/ पर।

We should be greatful to Pankaj Parashar that he did not lay claim on the magnum opus of Kavi We should be greatful to Pankaj Parashar that he did not lay claim on the magnum opus of Kavi Vidyapati. I know him very well and his group as well. They have no love for Maithili in fact they are the moles planted by vested Hindi writers to damage maithili.

Parashar and likes are the distructive lots and they are the culprits for agonising senior writers of Maithili those who dedicated their life for Maithili language and literature. I have no sympathy for him. I cant say, even, God bless them.

पंकज पराशरक पहिल मैथिली पद्य संग्रह 'समयकेँ अकानैत' मैथिली पद्यक भविष्यक प्रति आश्वस्ति दैत मुदा एकर कविता सभ श्रीकान्त वर्माक मगधक अनुकृति होएबाक कारण आ रमेशक प्रति आक्षेपक कारण, ( पहिनहियो अरुण कमल आ बादमे डगलस केलनर, नोम चोम्स्की, इलारानी सिंह, श्रीकान्त वर्मा, राजकमल चौधरी आ प्राच्य आ पाश्चात्य रचनाक / कविता सभक निर्लज्जतासँ पंकज पराशर द्वारा चोरिक कारण) मैथिली कविताक इतिहासमे एकटा कलंक लगा जाइत अछि।

ई पंकज झा पराशर पहिनहियेसँ एहि सभमे संलग्न अछि, हरेकृष्ण झाक कविताकेँ हिन्दीमे, बिना अनुमतिक, छपबै छथि ,डॉक्टर हुनका तनावसँ दूर रहबा लेल कहने छन्हि। ई गप आर पुष्ट होइत अचि कारण विद्यानन्द झा जीक कविता सेहो ई पंकज झा पराशर एकटा हिन्दी पत्रिकामे बिना अनुमतिक छपबओलक, माने ई आदत हिनकर पुरान छन्हि। सम्पादक)

एहि लेखकक खौँझा कऽ अपशब्दक प्रयोग बन्न नहि भेल अछि आ ई नाम बदलि-बदलि एखनो एहि सभ कार्यमे लिप्त अछि, आब ई अपन धंधा-चाकरी सेहो बदलि लेने अछि। स्पष्ट अछि जे एकरा विरुद्ध कड़गर डेग उठाओल जएबाक आवश्यकता अछि। उपरका समस्त जानकारी अहाँ गूगल, चिट्ठा जगतकेँ दी से आग्रह आ तकरा नीचाँ ई-पत्रपर सेहो अग्रसारित करी सेहो अनुरोध।

vc.appointments@amu.ac.in, bisaria.ajay@gmail.com, vedprakas_s@yahoo.co.in, tasneem.Suhail@gmail.com, rajivshukla_hindi@yahoo.co.in, merajhindi@gmail.com, ashutosh_1966@yahoo.co.in, ashiqbalaut@yahoo.in, abdulalim_dr@rediffmail.com, zubairifarah@gmail.com, RameshHindi@gmail.com

एहि लेखकक दिमागी हालतिक असली रूप एहि जालवृत्तपर सेहो भेटत जतए ओ न्जाम बदलि-बदलि अपन पुरना मालिकक कम्प्यूटरसँ घृणित पोस्ट करै छल।

http://tirhutam.blogspot.com/

Recently Some Maithil Brahmin Samaj Organisation has started selling prizes in the name of Yatri (Vaidyanath Mishra, Nagarjun) and Kiran (Kanchinath Jha) at Rahika.
There has been trend recently to grant these prizes to those intellectual thiefs who are basically opposed to the ideology's of Kiran and Yatri (Nagarjun).
The caste based organisations are killing the spirit of Yatriji and Kiranji, recently the fraud Pankaj Jha alias Pankaj Kumar Jha alias Pankaj Parashar alias Dr. Pankaj Parashar) was stage managed to get this casteist award, The lecturer of Hindi at Aligarh Muslim University, just appointed as adhoc staff, will teach now how to lift verbatim articles of Noam Chomsky and Douglas Kellner and poems of Illarani Singh and Arun Kamal to his students. His Samay ke akanait (समय कँ अकानैत) is lifted from Magadh of Srikant Verma (श्रीकान्त वर्मा- मगध) and his Vilambit Kaik Yug me Nibaddha (विलम्बित कइक युग मे निबद्ध) is collection of pirated poems of Illarani Singh Srikant Verma and others.
We deplore the selling of these prizes to a person who has brought respect of Maithili to a lower level.

गौरीनाथ (अनलकान्त))- सम्पादकीय अंतिका अक्टूबर-दिसंबर, 2009- जनवरी-मार्च, 2010- पंकज पराशर प्रसंगमे- हँ, दंद-फंद करैवला किछु लोक सब ठाम पहुँचि जाइ छै आ तेहन लोक एतहुँ अपन धूर्तता आ चोरि कला देखबै छथि। मुदा तकरो असलियत उजागर करब असंभव नइँ रहल। "विदेह"क गजेन्द्र ठाकुर एहन एक "युवा" (पंकज झा उर्फ पंकज पराशर) क असली चेहरा हाले मे देखोलनि।

गौरीनाथ (अनलकान्त))- सम्पादकीय अंतिका अक्टूबर-दिसंबर, 2009- जनवरी-मार्च, 2010- पंकज पराशर प्रसंगमे- हँ, दंद-फंद करैवला किछु लोक सब ठाम पहुँचि जाइ छै आ तेहन लोक एतहुँ अपन धूर्तता आ चोरि कला देखबै छथि। मुदा तकरो असलियत उजागर करब असंभव नइँ रहल। "विदेह"क गजेन्द्र ठाकुर एहन एक "युवा" (पंकज झा उर्फ पंकज पराशर) क असली चेहरा हाले मे देखोलनि।

पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ राजकमल चौधरी.....उर्फ...

कतेक उर्फ एहि लेखकक बनत नहि जानि... राजकमल चौधरीक अप्रकाशित पद्य (आब विदेह मैथिली पद्य २००९-१० मे प्रकाशित पृ.३९-४०) ‘‘बही-खाता’’क एहि *धूर्तता, चोरि कला आ दंद-फंद करैवला* पंकज पराशर..उर्फ..उर्फ.. [गौरीनाथ (अनलकान्त)क एहि चोर लेखकक लेल प्रयुक्त शब्द- सम्पादकीय अंतिका अक्टूबर-दिसंबर, 2009- जनवरी-मार्च, 2010- पंकज पराशर प्रसंगमे-] द्वारा ‘‘हिसाब’’ नामसँ छपबाओल गेल- देखू

सूचना: पंकज पराशरकेँ डगलस केलनर आ अरुण कमलक रचनाक चोरिक पुष्टिक बाद (proof file at *http://www.box.net/shared/75xgdy37dr* and detailed article and reactions at http://www.videha.co.in/videhablog.html बैन कए विदेह मैथिली साहित्य आन्दोलनसँ निकालि देल गेल अछि।

पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ राजकमल चौधरी.....उर्फ...

कतेक उर्फ एहि लेखकक बनत नहि जानि... राजकमल चौधरीक अप्रकाशित पद्य (आब विदेह मैथिली पद्य २००९-१० मे प्रकाशित पृ.३९-४०) ‘‘बही-खाता’’क एहि *धूर्तता, चोरि कला आ दंद-फंद करैवला* पंकज पराशर..उर्फ..उर्फ.. [गौरीनाथ (अनलकान्त)क एहि चोर लेखकक लेल प्रयुक्त शब्द- सम्पादकीय अंतिका अक्टूबर-दिसंबर, 2009- जनवरी-मार्च, 2010- पंकज पराशर प्रसंगमे-] द्वारा ‘‘हिसाब’’ नामसँ छपबाओल गेल- देखू

राजकमल चौधरी

बही-खाता

एहि खातापर हम घसैत छी

संसारक सभटा हिसाब

...

...

हमर सभटा अपराध, ज्ञान...सँ लीपल पोतल

अछि एक्कर सभटा पाता

ई हम्मर लालबही थिक जीवन-खाता

जीवन-खाता

पंकज पराशर उर्फ अरुण कमल उर्फ डगलस केलनर उर्फ उदयकान्त उर्फ ISP 220.227.163.105 , 164.100.8.3 , 220.227.174.243 उर्फ राजकमल चौधरी.....उर्फ...

द्वारा एकरा अपना नामसँ एहि तरहेँ चोराओल गेल

हिसाब

हिसाब कहिते देरी ठोर पर

उताहुल भेल रहैत अछि

किताब

जे भरि जिनगी लगबैत छथि

राइ-राइ के हिसाब-

दुनिया-जहान सँ फराक बनल

अंततः बनि कऽ रहि जाइत छथि

हिसाबक किताब।

२००६

एहि लेखकक खौँझा कऽ अपशब्दक प्रयोग बन्न नहि भेल अछि आ ई नाम बदलि-बदलि एखनो एहि सभ कार्यमे लिप्त अछि, आब ई अपन धंधा-चाकरी सेहो बदलि लेने अछि। स्पष्ट अछि जे एकरा विरुद्ध कड़गर डेग उठाओल जएबाक आवश्यकता अछि। उपरका समस्त जानकारी अहाँ गूगल, चिट्ठा जगतकेँ दी से आग्रह आ तकरा नीचाँ ई-पत्रपर सेहो अग्रसारित करी सेहो अनुरोध।

vc.appointments@amu.ac.in, bisaria.ajay@gmail.com, vedprakas_s@yahoo.co.in, tasneem.Suhail@gmail.com, rajivshukla_hindi@yahoo.co.in, merajhindi@gmail.com, ashutosh_1966@yahoo.co.in, ashiqbalaut@yahoo.in, abdulalim_dr@rediffmail.com, zubairifarah@gmail.com, RameshHindi@gmail.com

एहि लेखकक दिमागी हालतिक असली रूप एहि जालवृत्तपर सेहो भेटत जतए ओ न्जाम बदलि-बदलि अपन पुरना मालिकक कम्प्यूटरसँ घृणित पोस्ट करै छल।

http://tirhutam.blogspot.com/

**२. गद्य**

२.१.जगदीश प्रसाद मंडल-अवतारवाद

२.२.सरोज खिलाडी-बोतल राम ( मैथिली एकल नाटक )

२.३.बेचन ठाकुर-“बेटीक अपमान”(नाटक)

२.४.१.बिपिन झा-**बालमजदूर पर हमर लेखिनीक दृष्टि**, २.बीरेन्द्र कुमार यादव-राजदेव मंडलक बाढ़िक चित्रपर

२.५.प्रेमशंकर सिंह-संस्मरण साहित्य

२.६.रामप्रवेश मंडल-**लघुकथा**-पछतावा

२.७.जगदीश प्रसाद मंडल-जीवन संर्घष-४

२.८.राजेश्वर नेपाली- कवि पं. प्रतापनारायण झा कें छठम पुण्यतिथि पर हार्दिक श्रद्धाञ्जलि



**जगदीश प्रसाद मंडल**

**अवतारवाद**

जीव आ ईश्वर-

जे केयो शरीर धारण करैत आ छोड़ैत, जन्मलैत आ मरैत, ओ संसारी जीव होइत अछि। मुदा जे सर्वत्र व्याप्त, सर्वशक्तिमान, सर्वरक्षक गुणसँ मंडित होइत ओ ईश्वर होइत। शास्त्रमे जे लक्षण ईश्वरक देल गेल अछि ओहि अनुसार ओ सबहक प्रतिपालक सेहो होइत छथि। हुनक स्वभाव क्रुर भइये ने सकैत छन्हि। किऐक तँ ओ महादयालु होइत छथि। संगहि ओ सर्वत्र प्याप्त छथि तँ कतौ अबै-जाइक जरूरते कोना हेतनि।

प्रश्न उठैत अछि जे ओ माछ आ काछुक रूप किअए धारण केलनि? एहि रूपमे ऐवाक कि प्रयोजन भेलनि। मत्स्यावतार लऽ कऽ किअए शंखासुरक हत्या केलनि? जे स्वयं सर्वपालक सर्वव्यापी आ महादयालु छथि। हुनका किअए ककरोसँ द्वेष भेलनि? किअए ओ सुअर बनि हिरण्याक्षसँ पृथ्वी छीनि अपना मुँहमे रखि लेलनि। कि पृथवी धीया-पूता खेलैक गेन्द सदृश्य अछि जे ओ मुँहमे रखि इतर पृथवीपर ठाढ़ भऽ हुनकासँ लड़ैत रहलाह आ अंतमे हत्या कऽ देलखिन। एतबे नहि, नरसिंह अवतार लऽ लोहाक खंभा फाड़ि हिरण्यकश्यपुकेँ पेट फाड़ि हत्या केलनि। की ईश्वर सभसँ पैघ हत्यारा छथि? वामन रूप धारण कऽ राजा बलिसँ तीनि डेग जमीन मांगि सौँसे राज्य हड़ैप लेलनि, कि दुनियाँमे सभसँ पैघ धोखावाज वएह छलाह? ऐहन धोखावाजक आराधना कएलासँ केहन फल भेटत अपनो विचारि सकै छी। भीख मांगव मायावी, असमर्थ जीबक (मनुष्यक) काज छी नहि कि कर्मठ, ऐश्वर्यवान

पुरूषक। एहि रूपे देखलापर बुझि पड़ैत जे मनक माया, कल्पना आओर अज्ञानता सभकेँ भरमा देने अछि। ततबे नहि, परशुराम बनि हैहय-वंशीय क्षत्रिएकेँ एक्कैस बेरि सामूहिक हत्या केलनि। जहन एक बेरि वंश नाश कऽ देलखिन तहन दोहरा कऽ कतएसँ फेरि क्षत्रिए आबि गेलाह जे दोहरबैत, तेहरबैत एक्कैस बेरि पहुँच गेलाह। अनन्त विश्व-ब्रहम्ाण्डक रचैता ईश्वर दशरथक बेटा राम बनि सीतासँ विआहो कऽ लेलनि आ हरण भेलापर गाछो-वृक्षसँ कानि-कानि पता पुछलथिन। बिना ओर-छोड़क समुद्रमे पाथरक पुलो बनबा देलखिन। इत्यादि-इत्यादि, अनेको प्रश्न विचारणीय अछि। हम सभ एक्कैसवी शताब्दीक समर्थ चेतना छी नहि कि सोलहवी शताब्दीक बाल चेतना।

जड़-चेतनात्मक विश्वसन्ताक वास्तविक बोध नहि रहने पहिने किछु गोटे जगतकर्त्ता ईश्वरक जाल ठाढ़ केलनि आ पछाति अपन स्वार्थ सिद्ध करैक लेल नाना अवतारक कल्पना केलनि। छल करब, जोर-जबरदस्ती करब, यती-सतीक चरित्र भ्रष्ट करब, कि ईश्वरक काज थिक। ई सभ जाल-फरेबी मनुक्खक छी। एतबे नहि ईश्वरक नाओपर मनुष्यक खून सेहो बहाओल गेल अछि। सेहो खून सिर्फ मानवेत्तर जीवेक नहि बल्कि मूक, मासूम मनुष्यक सेहो। धनबल, शरीरबल, विद्याबलादिसँ सेहो सदैव गरीब आदमी अत्याचारीक शिकार बनैत रहल अछि। जे अखनो ऑँखिक सोझमे दिन राति भऽ रहल अछि।

श्रीमद्भागवतक स्कन्ध १ अध्याय ३ श्लोक ५ सँ लऽ कऽ २५म श्लोक धरि अवतारवादक व्याख्या अछि। जहिमे निम्न प्रकारक चर्चा अछि- (१) सनक, सन्नदन, सनातन, सनत्कुमार-ब्रह्मचर्य पालनक लेल, (२) सुअर-पृथ्वीकेँ रसातलसँ आनवाक लेल, (३) नारद-उपदेशकक लेल, (४) नर-नारायण-तपक लेल, (५) कपिल-सांख्य शास्त्रक उपदेश देबा लेल, (६) दत्तात्रेय-उपदेश देबा लेल, (७) यज्ञ रूचिप्रजापतिक पत्नी आकूतिसँ उत्पन्न भेल स्वायम्भुक मन्वन्तरक रक्षाक लेल, (८) ॠषभदेव-परमहंसक आदर्श देखेबा लेल, (९) पृथु-पृथ्वीसँ औषधि दोहनक लेल, (१०) मत्स्य-डूबल पृथ्वीकेँ निकालबाक लेल जे शंखासुर वेदकेँ चोरा नेने रहए। जेकरा मारि कऽ मत्स्य वेदक उद्धार केलक, (११) कच्छप-समुद्र मथैमे सहयोगक लेल, (१२) धन्वन्तरि-समुद्रसँ अमृतक घैल लऽ प्रकट भेला, (१३) मोहिनी-देवता-दानवक झगड़ा फड़िछबैक लेल, (१४) नृसिंह-हिरण्यकश्यपुकेँ मारैक लेल, (१५) वामन-बलिकेँ ठकैक लेल, (१६) परशुराम-क्षत्रिएकेँ सामूहिक हत्याक लेल, (१७) व्यास-वेदक विभाजन करैक लेल, (१८) श्रीराम-रावणकेँ मारैक लेल, (१९-२०) बलराम-कृष्ण- पृथ्वीक भार उताड़ैक लेल, (२१) कल्कि-पृथ्वीक भार उताड़ैक लेल। उपर वर्णित बाइस अवतार संग-संग आन-आन शास्त्रमे हंस आ हयग्रीवक चर्चा सेहो अछि। सनकादिकेँ उत्तर देवा लेल हंस आ मधुकैटभक हत्याक लेल हयग्रीवक चर्च अछि।

सभसँ पहिने अवतारवादक भावना 'शतपथ ब्राह्मण' मे भेटैत अछि। जेना कि एच. याकोवी- 'इनकारनेशन, इन्साइक्लोपीडिया ऑफ रिलीजन एण्ड इथिक्स' भाग ७१मे लिखने छथि। संग-संग एम. मोनिएर विलियम्स-' ड. विजडम पृष्ट ३८१मे सेहो लिखने छथि। एच. राय चौधरी- अर्लि हिस्ट्री ऑफ बैष्णव सेक्ट' मे पृष्ट ९६मे सेहो लिखने छथि।

शुरूमे विष्णुक अपेक्षा प्रजापतिकेँ विशेष महत्व छलनि। 'शतपथ ब्राह्मणक अनुसार प्रजापतिए मत्स्य (१/८/१/१) कूर्म (कौछु) (७/५/१/५) आओर वराहक (१४/१/२/११) अवतार लेलनि। प्रजापतिकेँ बराह रूपक कथाक चर्च 'तैत्तीरीय संहिता' (७/१/५/१) तैत्तरीय ब्राह्मण (१/१/३/६) तैत्तरीय आरण्यक (१०/१/८) आओर काठक संहिता (८/१)मे प्रारंभिक रूपमे विद्यमान अछि। जेकर चर्च डॉ. कामिल बुल्के 'रामकथा' अनुच्छेद १४०मे केने छथि।

एहि रूपे देखैत छी जे मत्स्य, कूर्म वराहक अवतार शुरूमे प्रजापतिसँ छलनि। किन्तु पछाति आबि विष्णुक महत्व बढ़लापर तीनूक संबंध विष्णुसँ भऽ गेलनि। महाभारतक नारायणी उपाख्यान (१२/३२६/७२) आ (१२/३३७) आ हरिवंश पुराण (४/४१)मे बराह आ विष्णुक संबंध मानि लेल गेल। आगू आबि तीनूक नाओसँ एक एकटा महापुराण सेहो लिखल गेल। जाहिमे तीनूक संबंध विष्णुसँ कए देल गेल अछि।

वामनावतार आ नृसिंह अवतार शुरूहेसँ विष्णुसँ संबंधित अछि। वामनावतारक चर्चा 'तैत्तीरीय संहिता' (२/२/३/१) शतपथ ब्राह्मण (१/२/५/५) तैत्तीरीय ब्राह्मण (१/७/१७) आओर 'ऐतरेय ब्राह्मण' (६/३/७) मे भेल अछि। नारायणी उपाख्यान (१२/३२६/७३) आओर हरिवंशपुराण (१/४१)मे सेहो उल्लेख अछि। विष्णु पुराणमे (१/१६) 'नृसिं'हक कथाक वर्णन सेहो अछि।

शुरूमे परशुरामक अवतार विषएक कथाक चर्च नहि भेटल अछि। मुदा नारायणी उपाख्यान (१२/३२६/७७) हरिवंश पुराण (१/४१/११२/१२०) आ विष्णु पुराण (१/९/१४३)मे विष्णुक अवतार मानल गेल अछि।

एहि रूपे प्राचीन साहित्यमे अवतारवादक चर्चा होइतहुँ विशेष पूजाक चलनि नहि भेल आ ने विष्णुक प्रधानते भेल रहए। कृष्णावतारक संग-अवतारवादक विकासमे महत्वपूर्ण परिवर्तन प्रारंभ भेल। ओहि समएसँ अवतारवाद भक्तिभावसँ जुड़ि फुलैत-फड़ैत आजुक रूप धेने अछि।

वासुदेव कृष्ण भागवतक इष्टदेव छलाह। शुरूमे विष्णुक संग हुनक संबंध नहि छलनि। हेमचन्द राय चौधरीक अनुसार तेसर शताब्दी ई. पू. वासुदेव कृष्ण आ विष्णुक अभिन्नताक भावना उत्पन्न भेल।

अवतारवादक प्रक्रियामे बौद्धधर्म जुड़ि गेल। बौद्धधर्म आ भागवत सम्प्रयाइक भक्तिमार्ग समान रूपसँ ब्राह्मण साहित्यक कर्मकांड आ यज्ञ प्रधान धर्मक प्रतिक्रियाक रूपमे उत्पन्न भेल आ विकास केलक। जाहि कारणे धर्मक क्षेत्रमे ब्राह्मणक एकाधिकार ढील भेल। बौद्धधर्मक अधिकाधिक प्रचार-प्रसार देखि भागवत समर्थक अपना दिशि आकर्षित करैक लेल भागवतक इष्टदेव वासुदेव कृष्णकेँ विष्णु-नारायणक अवतार मानि लेलनि। 'तैत्तीरीय आरण्यक' (१०/१/६)मे वासुदेव आ विष्णुक अभिन्नताक चर्च सभसँ पहिने भेल अछि।

एहिसँ अवतारवादककेँ भरपुर बल भेटल। संग-संग विष्णुक महत्व सेहो बढ़ए लगल। जहिसँ अवतारवादक पूर्ण भावना रसे-रसे विष्णु-नारायणमे केन्द्रित हुअए लगल। आ वैदिक साहित्यक आन-आन अवतारक क्रिया-कलाप विष्णुमे आरोपित भऽ गेल।

एक दिस अवतारवाद बढ़ि रहल छल तँ दोसर दिस रामक आदर्श चरित्र जनमानसक बीच प्रबल भऽ रहल छल। रामायणिक संग-संग रामक महत्व सेहो तेजीसँ बढ़ि रहल छल। रामक बीरताक वर्णनमे अलौकिकताक मात्रा सोहो बढ़ए लगल। एक दिस रावण पाप आ दुष्टताक प्रतीक बनि जनमानसक बीच आएल तँ दोसर दिस पुण्य आ सदाचारक प्रतीक राम बनलाह। जेकर फल भेल जे कृष्णे जेकाँ रामो विष्णुक अवतारक श्रेणीमे आबि गेलाह। भरिसक पहिल शताब्दी ई. पूर्बेसँ राम विष्णुक अवतार मानै जाय लगलाह। महाभारतक संग-संग वायु, ब्रह्माण्ड, विष्णु, मत्स्य, हरिवंश इत्यादि पुराणमे अवतारक तालिकामे राम सेहो छथि।

अवतारवादक पहिल कल्पना 'शतपथ ब्राह्मण'मे अछि। जे ईसासँ एक हजार वर्ष पूर्वक रचना मानल जाइत अछि। शतपथ ब्राह्मणमे कहल गेल अछि जे प्रजापतिये माछ, कछुआ आ सूअरक अवतार धारण केलनि। जे शुद्ध कल्पनाश्रित बुझि पड़ैत अछि।

वामन अवतारक कल्पना 'तैत्तीरीय संहित'मे अछि। हजार वर्ष पूर्व एकरो रचना मानल जाइत अछि। ओना वामन अवतारक कल्पना ऋग्वेदक प्रथम मंडलक बाइसम सूक्तक अंतिम (१६/२१) छह मंत्रसँ सेहो उद्धुत मानल जाइत अछि।

इदं विष्णुविचिक्रमे त्रेधा निदधे पदम। समूलमस्य पांसुरे।

त्रीणि पदा विचक्रमे विष्णुर्गोपा अदाभ्य: अतो धर्माणि धारयन्। (ऋग्वेद- १/१२/१७-१८) टीका रामगोविन्द त्रिबेदी। विष्णु सूर्यक प्रतीक छथि। हुनक किरण पाएर छिअनि। पृथ्वी, अंतरिक्ष आ दयुलोकमे किरण माने रोशनी पड़ब तीन पाएर पड़ब छिअनि। जे प्राय: सभ वैदिक जनै छथि। मुदा पाछु आबि एहि सूत्रकेँ कथा गढ़ि विष्णु वामनक कथा बनि गेल अछि। कथा अछि विष्णु वामन बनि राजा बलिकेँ ठकि कऽ तीन डेग भूमि मांगि सौंसे राज्ये नापि लेलनि। प्रश्न उठैत जे ऐहन-ऐहन ठककेँ जनमानस कोना ईश्वर

मानि लेलक? पुराणक अनुसार विष्णु इन्द्रक छोट भाए कहल गेल छथि। जे अपन जेठ भाय इन्द्रक गद्दी स्थापित करैक लेल बलिकेँ धोखा देलनि।

मत्स्य, कच्छम, वराह, नृसिंह, वामन, परशुराम इत्यादि जे कियो अवतारक श्रेणीमे अएलाह, कियो पूजनीय नहि भऽ सकलाह। अवतारक अंतिम छोरपर उदित रामे आ कृष्णेटा पूजनीय भेलाह।

वस्तुत: श्रमणक (बौद्ध-जैन) उत्तारवादक प्रतिक्रियामे अवतारवादक कल्पना भेल। महावीर आ बुद्धदेव महापुरूष छलाह। (उत्तारक अर्थ-सामान्य जीवकेँ दोसरसँ उपर उठब होइत अछि जखन कि अवतारक अर्थ महान सत्ताकेँ उपरसँ निच्चाँ उतड़व होइत अछि)। अवतारवादक परम्पराक अनुसार परमात्मा उतड़ि कऽ साधारण मनुष्य बनि गेलाह। पहिने कृष्णकेँ अवतार मानल गेलनि। जनिकर पूर्ण विकास गीताक कृष्णवतारमे भेलनि। ताधरि राम अवतारक श्रेणीमे नहि आएल छलाह। केवल धनुर्धारी वीर मानल जाइत छलाह। गीताकार कृष्णक मुँहसँ रामक संबंधमे कहबौलनि- 'राम: शस्त्रभृतामहम।'

इसाक सौ वर्ष पूर्व धरि चारू भाँइ रामकेँ बिष्णुक अंशावतारे मानल जाइत छलनि। रामकेँ पूर्ण परब्रह्म ईसाक बाद अध्यात्म रामायणसँ शुरू भेल। एहि रूपे अवतारवादक गुन्जाइस माने अँटावेश वेदमे नहि पछाति भेल।

प्रश्न उठैत जे अवतारवाद की थिक?

विश्व अनंत देश आ काल-व्यापी अछि। विश्वक मुख्य दू घटक-जड़ आ चेतन अछि। ओहिमे अपन-अपन गुण-धर्म निहित अछि। जहिसँ जगतक व्यवस्था अनादिकालसँ अवाधगतिए चलि रहल अछि। एहिसँ हटि दोसर ईश्वरक कल्पना तथ्यसँ अलग होएव अछि। कहल गेल अछि जे शंखासुर नामक राक्षस छलाह। ओ ब्रह्मा एहिठाम पहुँच वेद चोरा कऽ समुद्रमे नुका कऽ रखि लेलक। जेकरा पुन: प्राप्त करबा लेल विष्णु मत्स्यावतार धारण कए समुद्रमे शंखासुरकेँ मारि वेद लऽ अनलनि। प्रश्न उठैत- कि ईश्वरक काज हत्या करब थिक? जे सर्वज्ञ, दयालु छथि हुनकर ऐहने किरदानी हेतनि। ओ तँ अपना सत्प्रेरणासँ ककरो बदलैत छथि। एहिना हिरण्याक्षक संबंधमे सेहो अछि। हिरण्याक्ष पृथ्वीकेँ चोरा कऽ टट्टीमे नुका रखलक। जेकरा विष्णु सुअरक अवतार लऽ थुथुनसँ पृथ्वीकेँ टट्टीसँ निकालि, हिरण्याक्षकेँ मारि उपर अनलनि। जहिसँ पृथ्वीक उद्धार भेल। प्रश्न उठैत- जखन पृथवीऐक चोरी भऽ गेल तँ ओकरा राखल कत्तऽ गेल। अपन गुरूत्वा शक्तिसँ पृथवी स्वयं धारित अछि।

ऐहने कथा हिरण्यकश्यपु आ प्रह्लादक सेहो अछि। प्रह्लाद विष्णुक भक्त रहथि जे हिरण्यकश्यपुकेँ पसन्द नहि रहनि। जहिसँ बान्हि देलखिन। प्रह्लादक दुख देखि ईश्वर (विष्णु) नर आ नारायणक मिश्रित रूप बना खूँटा फाड़ि कऽ नकलि हिरण्यकश्यपुकेँ मारलनि। प्रश्न उठैत- एक प्रह्लादक लेल ईश्वर खूँटा फाड़ि निकललाह मुदा, चंगेज खाँ, नादिरशाह, मिलावटखोर, जमाखोर, धूसखोर शोषकक लेल निन्न नहि टुटैत छन्हि।

वामन रूप बनि बलिसँ भीख मंगलनि। भीख मांगव, छल करब मायावी मनुक्खक काज छी नहि कि ईश्वरक।

जखन परशुराम हैहय क्षत्रिए वंशकेँ सामूहिक हत्या केलनि तँ फेरि दोहरा-तेहरा, एते तक कि एक्कैस बेरि, कऽ केकर हत्या केलनि। जँ ऐहन-ऐहन हत्यारा ईश्वर होथि तँ अपराधी ककरा कहवै।

अनंत विश्व-व्यापी जगत स्त्रष्टा ईश्वर (राम) दशरथक बेटा बनि सीतासँ विवाह करए औताह। ततबे नहि हरण भेलापर कानि-कानि गाछ-वृक्ष सभकेँ पता पुछथिन। गाए-चरबए लेल कृष्ण वृन्दावन आबि नारी संग रास करए औताह। की यएह लक्षण ईश्वरक वेद कहैत अछि।

विश्वमे मुख्य दू तत्व-जड़ आ चेतन अछि। जेकरा पुराकालसँ सांख्य दर्शन प्रकृति आ पुरूष कहैत आएल अछि। जड़ प्रकृतिमे अनेक तत्व अछि। जे सभ अनादि-अनंत अछि। ओहिमे अपन-अपन स्वभाव सिद्ध गुण-धर्मक क्रिया, ओकर सम्पत्ति छियै।

जहिसँ सृष्टि निरंतर विद्यामान रहैत अछि। जँ से नहि तँ पूरबा आकि पछवा हवा जे बहैत अछि, ओकरा कियो पूव आकि पछिम जा कऽ ठेलैत अछि आकि अपन दवावक नियमक अनुसार हवा स्वयं चलैत अछि। तहिना बरखो होइत अछि। पानि बरिसैक जे प्राकृतिक नियम छै, अनुकूल भेलापर बरखा होइत अछि। प्रकृति जड़ छी। ओ ई नइ बुझैए जे रौदी, कम बरखा आकि बेसी बरखा ककरो नोकसान करत आकि लाभ पहुँचाओत।

एक दिस १९८७ ईस्वीक पानि (बरखा) मिथिलांचलकँ दहा देलक तँ दोसर दिस राजस्थान, गुजरात, उड़ीसा इत्यादि राज्यमे रौदी भऽ गेल। कि ऐहने काज सर्वज्ञ, दयालु आ सर्वशक्तिमान ईश्वरक छियनि?

झरनासँ पानि निकलब, धार बहब कि ईश्वरेक प्रेरणासँ होइत अछि। चान, सुरूज, तरेगण हुनके माने ईश्वरेक कृपासँ चमकैत अछि। फूल वएह फुलबैत छथि। अजीव-अजीव अंधविश्वासू कल्पना ठाढ़ कऽ अज्ञानी मनुष्यकँ अदौसँ चालबाज सभ लुटैत आएल अछि।

जे मनुष्य ज्ञान अर्जन कऽ पवित्र आचरण बना स्वरूप स्थिति प्राप्त कऽ लैत वएह एहि जीवनकँ सार्थक बना मुक्तिक अधिकारी बनैत छथि। जनिका लेल अलगसँ कोना कल्पित ईश्वरक प्रयोजन नहि छन्हि।

बीजकमे कबीर कहै छथि-

“ज्ञान हीन कर्ताकँ भरमें, माये जग भरमाया।”

छल करब, बलपूर्वक ककरो धन-इज्जत लुटब, ई सभ संसारी मनुष्यक काज छी नहि कि ईश्वरक। यती, सती-पतिब्रता एवं सत्य बजनिहार आ सत्य मार्गपर चलनिहारकँ पथ-भ्रष्ट करब, पतित बनाएव, कि ई सभ विवेकवान मनुष्यक काज छी।

अवतारक संबंधमे कबीर कहने छथि-

दश अवतार ईश्वरी माया, कर्ता कै जिन पूजा। कहहिं कबीर सुनो हो सन्तो, उपजै खपै सो दूजा।

अथात् दस या चौबीस अवतारक कल्पना ईश्वरीए माया छी। ओहि कल्पित अवतारक पूजा करब, सत्यज्ञानसँ रहित मनुष्यक काज छी। जहिना अवतार तहिना अबतारी माने ईश्वर, दुनू लोकक मनक कल्पना छी। किएक तँ जन्म आ मृत्य जगतक कर्ताकँ कोना भऽ सकैत अछि।

चौबीस अवतारमे श्रीराम, कृष्ण, महात्मा बुद्ध इत्यादि ऐतिहासिक महापुरूष छथि। बाकी सभ काल्पनिक थिक। ओना अवतार तँ उतड़व आ जन्म लेबकँ कहल जाइत अछि, जे प्राय: कर्मी जीवकँ होइत अछि।

अवतारवाद मनुष्यमे हीनभावनाक जन्म दैत अछि। जँ से नहि तँ देश आ धर्मपर संकट ऐलापर अवतारी किएक ने निवारण करैत अछि। जखन विधर्मी सोमनाथक मंदिर लुटि लेलक तखन पुजेगरी सभ किएक मुँह तकैत रहि गेल। किएक ने ईश्वरकँ पुकारि बचौलक।

ताधरि मनुष्य उन्नति नहि कऽ सकैत अछि जाधरि ओ ई नहि बुझत जे धरतीपर मनुष्य सभसँ बलशाली अछि। ईश्वर, देवी-देवता, अवतारक कल्पना मनुष्यक ओहि अंधकार मस्तिष्कमे जन्म लैत अछि जहिमे ओ अपन दुर्बलताकँ संयोगि अवकाशक सांस लैत अछि।

वस्तुत: आत्मा जखन महात्माक रूपमे विकसित होइत तखन परमात्मा स्वयं बनि जाइत अछि। काम-क्रोध, राग-द्वेष इत्यादि दुर्गुणपर जखन मनुष्य विजए पाबि जाइत अछि तखन अपने-आपमे ईश्वर, परमात्मा, दैव आ ब्रह्मक रूप देखए लगैत अछि।

श्रीमद्भागवत-

दरिद्रो यस्त्वसन्तुष्ट: कृपणो योऽ जितेन्द्रिय:।

गुणेष्वसक्तधीरीशो गुणसंगे विपर्यय: /११/१९/४४ जेकरा चित्तमे असन्तोष अछि वएह दरिद्र छी। जे जितेन्द्रिय नहि अछि वएह कृपण छी। समर्थ, स्वतंत्र आर ईश्वर वएह छथि जिनकर चित्त-वृत्ति विषए-भोगमे आसक्त नहि छन्हि। अहीक विपरीत जे विषएमे आसक्त अछि वएह सोलहन्नी पापी छी।

**सरोज खिलाड़ी**

सरोज खिलाडी
(नेपालके पहिल मैथिली रेडियो नाटक संचालक)

बोतल राम
( मैथिली एकल नाटक )

स्टेज एकटा सड़क अछि । जाहि सड़कपर कोनो व्यक्ति गरिबके संकेतमे कपडा पहिरने सुतल अछि । कनीका देरतक सुतलाके बाद भोर होबके संकेत भेटते ओ व्यक्ति उठैत अछि । उठलाके बाद अपना झोरा सँ एकटा दारुके बोतल निकाली कक कुल्ला आजा करैत अछि । कुल्ला आजाके पश्चात अपना आगामे एकटा दारुके बोतल राखी कऽ अपना झोरा सँ दुऽटा अगरबती,फुल चानन निकाली कक पुजा आजा करैत अछि । जाहि पुजामे आरती बन्दना नेपथ्य सँ शुरु होइत अछि ।

नेपथ्य सँ हमरा अपन दारुए अमृत लगैय
कोरस हमरा अपन दारुए अमृत लगैय नेपथ्य सँ हमरा सगुने आ सन्तरा मैगडल लगैय
कोरस हमरा सगुने आ सन्तरा मैगडल लगैय
नेपथ्य सँ हमरा अपन दारुए अमृत लगैय
कोरस हमरा अपन दारुए अमृत लगैय
नेपथ्य सँ जुरैय दुधिया त नै चाहि भरजीन
कोरस जुरैय दुधिया त नै चाहि भरजीन
नेपथ्य सँ दोसर जका नै चाहि मैगडल जीन
कोरस दोसर जका नै चाहि मैगडल जीन

नेपथ्य सँ  हमरा जीवनके रक्षा करवला
कोरस  हमरा जीवनके रक्षा करवला
नेपथ्य सँ  हमरा दुधिएके बोतल भगवान लगैय
कोरस  जय होकककककक
नेपथ्य सँ  हमरा अपन दारुए अमृत लगैय

आरतीकऽ पश्चात पूजा कएने दारुके बोतलके प्रसाद माइनकक ग्रहण करैत अछि । पिलेलाके बाद
व्यक्ति :  (सिसी फेकैत) साले दइए घोटमे खतम भगेलै ।
नेपथ्य स‘‘ :  (हसैत) चालैन दुस्लक सुपके जकरा ७२ गो देद ।
व्यक्ति : (मुंह दुसिकक हसैत) बाप जन्मभे नै छे कहियो हस्ने,वै कुता हैस ले कि बाइजले, (डेराइत) वै तो के छे रे ?
नें. स.:  (गंभिर स्वरमे) हम छि दारु महराज ।
व्यक्ति :  ( सोचैत) दारु महराज,कोन देशके राजा ?
ने. स.  राजा नै रे मूर्ख । तोहर दुस्मन ।
व्यक्ति  हमर दुस्मन, हमर दुस्मन त केउ भइए नै सकैय ।
ने. स.  संसारमे एहन कोनो व्यक्ति नै थिक, जकर दुश्मन नै छै ।
व्यक्ति  मुद्दा हमर दुश्मन, असम्भव ।
ने.स.  हम छियौ नै ।
व्यक्तिः  (डेराइत) तो के छे ?
ने. स.  हम वाहँ छि जे तोरा सन सनके खोजैत रहैछै ।
व्यक्ति  (भगैत) पु पु पु पु  पुलिस पुलिस पुलिस ।
ने. स.  रुक, पुलिस नई, दारुऽऽ ।
व्यक्ति  (हसैत) दाऽऽ रु । तखन त तों हमर दोस भेले दोस ।
ने. स.  (जोर स‘‘) किन्हु नई । दोस्त रहितियौ त हमरा पिलाके बाद हमरा सिसीके गारि पैढकऽ नै फेकते ।

व्यक्ति  दु तोरीके, वोटबा टा के बातला ।
ने. स.  बात कहु छोट भेलैय । बिना इखके मनुष्य कि, बिना बिखके साप कि ?
व्यक्ति  वै, त तो हमरा पर पिताइएकऽ कथि क लेबे ?
ने.स.  कलेबौ नै कदेलीयौ ।
व्यक्ति  (सोचैत) कलेबौ नै कदेलीयौ, वै कुता कथि रे रु
ने.स.  भिखमंगा (हसैत) भिखमंगा, भिखमंगा ।
व्यक्ति  (कटहसी सँ) भिखमंगा वहु मे हमरा, तों पागल छे बुइझगेलिऔ नामलोली ।
ने.स.  सोच, कनीका गंभीर सँ सोच ।
व्यक्ति  हटा सोच फोच हमरा स बेशी काविल के छै ऐत रु
ने.स.  काबिल नै तो मुर्ख छे, माहामुर्ख ।
व्यक्ति  (गंभीर सँ दारु पिवैतं) हम मुर्ख नै थिक ।
ने.स.  मुर्खकऽ लक्षण त तों अखनो देखा देल्ही जे कनीका टाके सोचऽ बलाबातमे तों हमरा पिबक लगले, रे बुद्धिके मारल, हमरा पिला स‘‘ हम ककरो समस्याके सामाधान नै कदेइ छियै ।
व्यक्ति  टेढबात नै बाज, जे कहके छौ सोझ स‘‘ बाज । तोरा सन  सनके अखनो दुटाके देखबउ बुझलिही कि ? (छाती ठोकैत मुहेभरे खसैत)
ने.स.  (हसैत)देखतै हमरा सन सनके आ गीरलैय मुहेभरे ।
व्यक्ति  (गंभीर स‘‘) गीरलियैय नै , डान्स कैलीयैय, बुझलही कि ?

ने.स. डान्स कि करबे दैवके कपार, भिखमंगा कहीके ।
व्यŒffिm–(गंभिर भ क) हम भिखमंगा कोना क छि रु
ने.स. कोना नै छे, रे रहवला घर घरारी सब बिकादेलीयौ । तोहर खनदानके उकटा देलीयौ,प्रतिष्ठाके नास कदेलीयौ, छोट छोट भाई सब स‘‘ पिटबौलियौ तोरा हम सड़क पर आइन देलियौ (हसैत) सड़क छाप

नेपथ्य स‘‘ गीत आब हम जीनगीमेऽऽऽऽ
दारुके कहियो हाऽऽत नई लगायव २
घर बिकागेल घरारी बिकागेल, समाजमे प्रतिष्ठा
सर कुटुम दोस्त महिम स‘‘ खतमभेल घनिष्ठा
आब हम जीनगीमे दारुके कहियो .............
नई लगायव ४

व्यक्ति (गंभिर भ क) हम भिखमंगा, मुर्ख, चपाट छलीय मुद्दा आब नई ।
ठिक कहलेहं तों, तोरे कारण हमर घर घरारीसव तहस नहस भगेल ।
तोरा सन सन नुकाकक रहल समाजके बरबादीके आब हम चिन्ह लेलौ । तोरा नई पिबऽके लेल हमरा के नई समझौलक, सर कुटुम, माय बाप, भाई बहिन, समाज सबके सब हमरा समझबैत समझबैत थाइकगेल मुद्दा हम अपन युथरइ नई छोरलौ । तोहर बात स‘‘ आइ हमर आखि खुइल गेल । किया,किया तो समाजमे रहैछे ? (चिच्याइत छाति ठोकिकक कनैत)
कतेकके विधवा आ कतेकके विलटुवा बनादेल्ही तों । मुद्दा आब नई । आई तोरा हम खोइजकऽ समाजे स‘‘ हटादेबौ ।
ने.स. (खुब हसैत) हम तोरा नई भेटबउ ।
व्यक्ति हम तोरा खोजी क रहबौ ।
ने.स. (व्यंग स‘‘) हम तोरा नई भेटबउ ।
व्यक्ति देखै छियौ तों कोना नई भेटैछे ।
ने.स. (व्यंग स‘‘) बच्चा, हम तोरा नई नई भेटबउ ।

(व्यक्ति चारुदिस खोजैछथि, खोजलाके बाद अपन कमिज फारै छथि । वै व्यक्तिके पुरा देहमे रंग बिरंगके दारु बान्हल रहैछै । जनौहमे सेहो २ – ४टा दारु बान्हल रहैछै फेर त फटलका फुल पेन्ट से हो निकालैछथि । हुन्का जाङघ आ छाबामे से हो दारुके बोतलसब बान्हल रहैछै । ओ सबटा दारुके सिसीके वहिठाम फोरैछथि । तखन ने.स.खुब कानके चिच्यायके आ छटपटायके अवाज अबैछै । व्यक्ति सिसी फोरैत फ्रिज)

( समाप्त )

बेचन ठाकुर

**''बेटीक अपमान''** क संबंधमे अपन दू शब्द-

श्रीमान् अखन संसारक गति-विधिमे दिनानुदिन आशातीत पिरवर्तन भऽ रहल अछि जहिमे लोक अपन सभ्यता-संस्कृति आओर कर्त्तव्य परायणताकेँ बिसरि सांसारिक सुखकेँ अपनाए रहल छथि। लोभ चरम सीमापर अछि। जबकि दहेज देनाइ व लेनाइ कानूनी अपराध छी। एहि अपराधकेँ अपराध नहि बुझि आमदनीक स्त्रोत लोक बुझैत छथि। वर पक्ष मोछ पिजबैत छथि जे हमरा लाखक लाख दहेज भेटत। मुदा कनियाँ पक्ष माथा होंसतैत छथि जे हम लाखक दहेज कतएसँ आनब। एहि संदर्भमे लोक बेटीसँ घृणा करैत छथि आओर बेटीक अपमान करैत छथि तथा बेटा लेल जान-प्राण लगौने रहैत छथि। अल्ट्रासाउण्ड उचित इलाजक एकटा महत्वपूर्ण आविष्कार छी। सामान्यतया एकर प्रयोग गलत ढंगसँ कएल जाइत अछि। अल्ट्रासाउण्ड करा कऽ लोक बेटीकेँ नष्ट करबा लैत छथि आ बेटाकेँ सुरक्षित राखैत छथि एहि क्रममे बेटीक संख्या काफी घटि रहल अछि आओर बेटाक संख्या काफी बढ़ि रहल एहिसँ संसारक संतुलन बिगरि रहल अछि आओर भविष्यमे काफी बिगरि जाएत। संगहि अल्ट्रासाउण्ड करौनिहारिकेँ स्वास्थ्यपर प्रतिकुल प्रभाव पड़ैत अछि आ पड़त। अल्ट्रासाउण्डहि नहि कोनहु विधिसँ गर्भ जाँच आओर नाश केनाइ बड़ड पैघ पापीक काज छी स्वभाविक अहितकर सिद्ध होएत।

प्रस्तुत नाटक ''बेटीक अपमान'' मे ई दर्शाएल गेल अछि जे गर्भपात नहि हाएवाक चाही आओर बेटा-बेटीमे समानता रहक चाही। बेटा-बेटीमे क्यो ककरोसँ कम नहि अछि। दुनू एहि संसारक आधार छी।

मनमौजी वा हुण्डपनी कएलासँ इज्जत नहि बाँचत। विवेकी आदमी इज्जतहि लेल हरान रहैत छथि। विवेक वा इज्जत बजारू वस्तु नहि थिकैक। ई अपन क्रिया-कलाप व सत्संगहिसँ अबैत अछि। इत्यादि यएह सभ विषए-वस्तु रखैक प्रयास कएलहुँ हेन।

अपन त्रुटिक लेल क्षमाप्रार्थी होएवामे हमरा कोनो दुख नहि। अपन त्रुटिमे सुधार हेतु अपने सभसँ उचित मार्गदर्शनक आशा रखैत छी।

बेचन ठाकुर

बेटीक अपमान

**पुरूष पात्र-**

**दीपक चौधरी-** एकटा साधारण पढ़ल-लिखल किसान

**मोहन चौधरी-** दीपक चौधीरीक बड़का बेटा

**सोहन चाधरी-** मझिला बेटा

**गोपाल चौधरी-** छोटका बेटा

**प्रदीप कुमार ठाकुर-** एकटा वार्ड सदस्य (दीपकक)

**बलवीर चौधरी-** पंचायत शिक्षक

**हरिश्चन्द्र चौधरी-** पंचायत शिक्षक

**हरिचन्द्र चौधरी-** गरीब किसान

**महेन्द्र पंडित-** दीपक चौधरीक लंगोटिया संगी

**सुरेश कामत-** दीपक चौधरीक मामा

**सोनू-** दीपक चौधरी- मामिऔत भाए

**गंगाराम चौधरी-** बलवीर चौधरीक छोट भाए

**चन्देश्वर चौधरी-** बलवीर चौधरीक पैघ भाय

**हरेराम सिंह-** बलवीर चौधरीक गामक एकटा वुजुर्ग

बौआ क्षा- एकटा अनपढ़ पुरहित

**झमालाल महतो-** दीपक चौधरीक पड़ोसी

**सुरेन्द्र चौधरी-** हरिश्चन्द्र चौधरीक भाए

**प्रेमनाथ मेहता-** एकटा प्रसिद्ध डाक्टर

**टुनटुन-** बलवीर चौधरीक भातीज

**रमन कुमार-** हरिश्चन्द्र चौधरी पंचायतक मुखिया

**स्त्री पात्र-**

**वीणा देवी-** दीपक चौधरीक पत्नी

**सुनीता देवी-** बलवीर चौधरीक दोसर पत्नी

**मंजू-** बड़की बेटा

**संजू-** छोटकी बेटी

**राधा देवी-** हरिश्चन्द्र चौधरीक पत्नी

**शालिनी-** हरिश्चन्द्र चौधरीक बेटी

**अंक पहिल-**

**दृश्य पहिल-**

(दीपक चौधरी एकटा साधारण पढ़ल-लिखल किसान छथि। हिनक घरनी वीणा देवी छथिन्ह। मोहन चौधरी, सोहन चौधरी आ गोपाल चौधरी हिनक तीनिटा पुत्र छथिन्ह। दीपक चौधरी अपन दुआरिपर दुनू परानी बैसि किछु गप-सप्प करैत छथि।)

दीपक- मोहन माए, एगो गप कहु।

वीणा- कहुने, एक्केटा किएक। जत्ते मोन तत्ते।

दीपक- एक गोट बेटीक इच्छा होइत अछि। बेटा तँ भगवान तीनि गोट देलनि।

वीणा- आब इच्छे कएने की भेटत? ई इच्छा जे पहिने होइताए तहन ने। पहिने बेटे लऽ जान जाइत छल। मोहनो बेरमे अहाँ कहलहुँ जे अल्ट्रासाउण्ड कराए लिअ। जदी बेटी होएत तँ ओकरा हटा देब।

दीपक- से तँ हम ठीके कहने रही। समए महगीक अछि। बेटीमे अग्गहसँ बिग्गह खरच अछि। आमदनी कोनो नहि।

वीणा- अहाँ तँ सभ दिन आमदनीए बुझलिऐक की टक्के।

दीपक- मोहन माए, एकटा कहबी अछि- ''टाका हि धर्म:, कटा हि कर्म:, हे टाक तू सर्वोपरि''

वीणा- धूर जाउ, अहाँ खाली फकरे सुनबैत रहैत छी सुनु मोहन बाउ, दुनियाँमे टक्केटा सभ किछु नहि अछि। ओकर सिंगारो ने होएवाक चाही। बेटा- बेटीए ने एहि दुनियाँका सिंगार छी।

दीपक- लगैत अछि जे अहाँ हमर गुरू रही।

वीणा- हँ-हँ, कहब नीक तँ लागत दिक। आब हम कहि देब।

दीपक- हे हे चुप रहु, पोल नहि खोलु एहि भरल सभामे।

वीणा- नहि यौ, हमरा आब बर्दास नहि होएत। आब हम पोल खोलए देब।

दीपक- हे हे मोहन माए, अहाँ बड़ड नीक लोक थिकहुँ। हमरा बेज्जती जुनि करू। हे हे पएर पकड़ै छी।

वीणा- अहाँ तँ तेना खेखनियाँ करए लागलहुँ से कहि नहि। खाइर आइ छोड़ि दैत छी।

दीपक- हे मोएन माए, आब गप-सप्प छोड़ु। हमरा जेबाक अछि जन ताकए लेल। देखै नहि छियैक जन सभकें किकेदारीए चाही हफकौरे चाही।

वीणा- बरनी आउ। हमरो भनसाक ओरीयान करबाक अछि।

दीपक- बेस तहन हम जाइत छी।

**पस्थान**

**पटाक्षेप**

दोसर दृश्य-

क्रमश:

१.  बिपिन झा-**बालमजदूर पर हमर लेखिनीक दृष्टि**, २.  बीरेन्द्र कुमार यादव-**राजदेव मंडलक बाढ़िक चित्रपर**

१


बिपिन झा

**बालमजदूर पर हमर लेखिनीक दृष्टि**

एहि अंक मे हमर लेखिनी क दृष्टि ओहि बाबू भैया पर अछि जे संवैधानिक आओर सामाजिक नियम के ताख पर राखि के बच्चा के नोकर राखब विशेष नीक बुझैत छथि । एहि मे ओ दूइटा लाभ देखैत छथि- पहिल कम खर्च मे टहलुआ भेटब आ दोसर एकरा रखनाई सहज होयब।

ई गप्प केवल गामे घरक नहिं अपितु नीक नीक शैक्षणिक संस्थान तक के अछि। हम एतय एकटा एहने उदाहरण प्रस्तुत कय रहल छी। एकटा एहेन बच्चा जेकर हार्दिक इच्छा पढवाक छलैक ओ अपन शिक्षा सँ कोशो दूर भारतवर्षक एकटा उच्च शिक्षण संस्था क ढाबा मे काज करय हेतु मजबूर छल। ओकर पढबाक इच्छा देखि हमर एकटा मित्र प्रारंभिक रूप सँ पढेनाई शुरू केलखीन्ह| बात ओ बच्चा मात्र के नहिं अछि एहि तरह असंख्य बच्चा अछि जे अपन बाल्यावस्था लोकक टहल टिकोरा मे बिता दैत अछि।

स्वतन्त्रता सँ पूर्व १८८१ केर कारखाना अधिनियम, संगहि १९११, १९२२, १९३४, १९४६ केर संशोधित अधिनियम बालमजदूरी के हतोत्साहित करैत रहल अछि। संगहि स्वातंत्रोत्तर भारत मे सेहो संवैधानिक दृष्टि सँऽ यद्यपि अनेकनेक नियम सं संरक्षण प्राप्त छैक ई बच्चा कें मुदा व्यबहार मे कतेक ई अनुपालित होइत अछि ई सर्वविदित अछि।

अस्तु, एहि लेखक माध्यम सँ मात्र एतेक अभिव्यक्ति बुझलजाय जे बालमजदूरी के यथासाध्य निवारित करबाक व्यावहारिक स्तर पर प्रयास हो । बालमजदूरी संवैधानिक दृष्टि मात्र सँ अनुचित नहि मानल जाय अपितु एकर सामाजिक बहिष्कार सेहो अपेक्षित। आशा अछि जे ई अभिव्यक्ति जनमानसक सुतल चेतना के जगेबाक यत्न मे सफल रहत आ एहि भारतवर्षक एक एक टा बच्चा "बालोऽहं जगदानन्द" दिस अर्थात ज्ञानपरम्परा कें श्रीवृद्धि करबाक दिशा मे कदम बढा सकत।

२.



बीरेन्द्र कुमार यादव

ग्राम- घोघड़रिया, पोस्ट- मनोहपट्टी, भाया- निर्मली, जिला सुपौल

**राजदेव मंडलक बाढ़िक चित्रपर-**

मैथिली साहित्यक उत्कृष्ट संकलन विदेह पद्द २००९-१० पढ़ि खूब खुशी भेल। अनेको रचनाकारक संग मैथिली साहित्य जगतमे आधुनिकतासँ ओत प्रोत कवि राजदेव मंडलजीक रचना वर्ष २००९मे कोशीक विभिषिका जे कुसहा त्रासदीक नामसँ जानल जाइत अछि। अपन देश धरि नहि किन्तु समूचा विश्वक लोकक रोइयाँ-रोइयाँ ठाढ़ कएलक, संचार साधनक विभिन्न माध्यमसँ कोशीक मध्य बसनिहारक व्यथा-कथा जतेक भोगलहुँ-सुनलहुँ ओहिसँ बेसी मंडल जीक रचनामे कोशी बीच रहनिहारक दर्द मात्र छ: दृश्यमे दृष्टिगोचर भेल अछि।

मंडलजीक रचना रूचिकर लागल। एतेक दिन हिनकर रचना हिन्दी साहित्यमे पढ़ैत छलहुँ, आब मैथिलीमे हिनक रचना मिथिलाक माटि-पानि आ मिथिलामे रहनिहार लोकक लेल होमए लगल। एहि लेल मंडलजी धन्यवादक पात्र छथि। आशा करब जे मैथिली साहित्यमे हिनक रचना बराबरि आबए, हमरा सभकेँ पढ़बाक अवसर भेटए आ हमर मैथिली साहित्य समृद्ध हुअए।



प्रेमशंकर सिंह: ग्राम+पोस्ट- जोगियारा, थाना- जाले, जिला- दरभंगा।मौलिक मैथिली: १.मैथिली नाटक ओ रंगमंच,मैथिली अकादमी, पटना, १९७८ २.मैथिली नाटक परिचय, मैथिली अकादमी, पटना, १९८१ ३.पुरुषार्थ ओ विद्यापति, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर, १९८६ ४.मिथिलाक विभूति जीवन झा, मैथिली अकादमी, पटना, १९८७५.नाट्यान्वाचय, शेखर प्रकाशन, पटना २००२ ६.आधुनिक मैथिली साहित्यमे हास्य-व्यंग्य, मैथिली अकादमी, पटना, २००४ ७.प्रपाणिका, कर्णगोष्ठी, कोलकाता २००५, ८.ईक्षण, ऋचा प्रकाशन भागलपुर २००८ ९.युगसंधिक प्रतिमान, ऋचा प्रकाशन, भागलपुर २००८ १०.चेतना समिति ओ नाट्यमंच, चेतना समिति, पटना २००८। २००९ ई.-श्री प्रेमशंकर सिंह, जोगियारा, दरभंगा यात्री-चेतना पुरस्कार।

**संस्मरण साहित्य**

विगत अनेक शताब्दीसँ मैथिली भाषा ओ साहित्यक सुदीर्घ एवं समृद्धशाली साहित्यिक परम्परा अविछिन्न-अक्षुण्ण रूपेँ चलि आबि रहल अछि; किन्तु बीसम शताब्दीकेँ जँ एकर साहित्यिक विकास-यात्राकेँ स्वर्णयुगक संज्ञासँ अभिहित कयल जाय तँ एहिमे एक नव मोड़ आयल जे पत्र-पत्रिकाक उदय भेलैक तथा ओकर प्रकाशनक शुभारम्भ भेलैक जकर फलस्वरूप गद्यक विकासमे एक नव गति आयल। गद्यक विभिन्न रूप-विधानक प्रादुर्भाव पत्र-पत्रिकाक प्रकाशनसँ शुभारम्भ भेलैक। विगत शताब्दी प्रधानत: गद्य रूपमे ख्याति अर्जित कयलक आ ओकर प्रयोगक विविध रूप-विधानक रूपमे पाठकक समक्ष प्रस्तुत भेल। संघर्षमय युगक जीवनमे गद्यक मर्यादा एहि रुपेँ रूपायित क' देलक जे ओ अभिव्यक्तिक असाधारण साधन बनि गेल। आधुनिक मैथिली गद्य गंगाकेँ सम्पोषित करबाक उद्देश्यसँ साहित्य-पुरोधा लोकनिक सत्प्रयाससँ ओकर परिष्कार आ परिमार्जन भेलैक। गत शताब्दीमे आत्म-कथा, आलोचना, उपन्यास, कथा, गल्प, जीवनी, डायरी, निबन्ध, संस्मरण, साक्षात्कार आदि अनेक साहित्यिक विधाक जन्म देलक आ साहित्यमे एक नव-स्पन्दन भरबामे महत्वपूर्ण भूमिकाक निर्वाह कयलक।

ई श्रेय वस्तुत: पत्रिकादिकेँ छैक जे आधुनिक गद्यक आविर्भाव एवं विकास-यात्राकेँ गतिशील करबामे तथा साहित्यक श्रीवृद्धिक सहयोगमे अपेक्षित घ्यान देलक) एहि निमित्त साहित्य-सृजननिहार लोकनि नव-नव प्रवृत्तिक रचनाक दायित्वक भार वहन कयलनि आ सम्पादक लोकनि ओकरा यत्न पुरस्सर प्रकाशित कयलनि जकर फलस्वरूप मैथिली गद्यक प्रवर्द्धन भेलैक आ ओकरा विविध रूप-विधानमे विन्यस्त कयल जाय लागल। पत्रिकादिक माघ्यमे सेहो नव-नव रचनाकारकेँ प्रोत्साहन भेटलनि तथा हुनका सभक घ्यान ओहि विधा दिस आकर्षित भेलनि जकर एहि साहित्यान्तर्गत सर्वथा अभाव छलैक। एहिसँ अतिरिक्त विगत शताब्दीमे साहित्यक विकास यात्रामे अनेक उल्लेख योग्य काज भेल जकर ऐतिहासिक महत्व छैक। रचनाकारक भाव-प्रवणता, हार्दिकता, कल्पनाशीलता एवं स्वच्छनंद प्रवृत्तिक परिणाम स्वरूप मैथिली गद्य अपनाकेँ नव पल्लवसँ पल्लवित कयलक। विगत शताब्दीमे एकर सर्वतोमुखी विकास भेलैक जाहि आधारपर एकरा गद्ययुग कहबा समीचीन होयत, कारण मैथिली गद्य-गंगा शत-शत धारामे प्रवाहित होइत एकर साहित्य सागरकेँ भरलक आ पूर्ण कयलक।

उपर्युक्त पृष्ठभूमिक परिप्रेक्ष्यमे विगत शताब्दीमे एक अद्वितीय प्रतिभा सम्पन्न तप: सपूत रचनाकारक प्रादुर्भाव भेल आ अप्रतिम प्रतिभाक बलपर साहित्यक अनेक विधाकेँ संस्करित कयलनि आ ओकरा मिथिलाञ्चलक अभिज्ञान द' कए भारतीय साहित्यक

समकक्ष स्थापित कयलनि जे रचनाक प्रत्येक क्षेत्रमे, सर्जनाक यावतो प्रस्थानमे ओ अपन कृतिमे ने केवल परवर्त्ती पीढ़ीक हेतु; प्रत्युत समकालीन रचनाकार लोकनिक हेतु सेहो शिखर पुरुष आ प्रेरक स्तम्भ बनि गेलाह ओ रहथि डा. वृजकिशोर वर्मा मणिपद्म (1918-1986)। हुनक प्रकाशित साहित्य वैविघ्य-पूर्ण अछि, कारण साहित्यिक अभिव्यक्तिक कोनो विधा नहि बाँचल रहल जकर सहज प्रयोगमे ओ उल्लेख्य योग्य सफलता नहि प्राप्त कयलनि। हुनका द्वारा रचित साहित्यक प्रचूरता आ विचित्रता अछि, किन्तु ओहिमे सर्वाधिक महत्वपूर्ण तथ्य थिक जे एहि परिमाण-प्राचूर्य्यमे हुनक अधिकांश साहित्यिक कृति अत्यंत उच्च कोटिक थिक। जाहिना हिनक रचनाक विशदता पाठककेँ चकित आ विस्मित क' रहल अछि तहिना हुनक व्यक्तिक आघ्यात्मिक रहस्मयता सेहो अधिक जोड़ पकड़लक। हुनक आभ्यन्तरिक शक्ति हुनका निरन्तर चिर-नूतन रचनाक हेतु उत्प्रेरित करैत रहलनि तथा विश्राम करबाक लेल पलखति नहि देलकनि। ओ जीवनक विविध पथक पथिक रहथि तथा विषाद आ करुणाक बीच सौन्दर्यक अंवेषण करब हुनक लक्ष्य छलनि। हुनक मन आ मस्तिष्कक क्षितिज जागृत छलनि। ओ जीवन आ प्रकृतिक पक्षधर रहिथ। ओ एक दूरदर्शी साहित्य-मनीषी रहथि जे मैथिलीमे जाहि विधाक अभाव हुनका परिलक्षित भेलनि तकर पूत्यर्थ मनसा-वाचा-कर्मणा ओहिमे लागि गेलाह। हिनका द्वारा प्रयुक्त विधाहि साहित्यिक विधे नहि रहल, प्रत्युत आकर्षक विधाक रूपमे ख्याति अर्जित कयलक।

चिर नूतनताक अन्वेषी मणिपद्म मैथिली साहित्यमे संस्मरण साहित्यान्तर्गत चारि नव-विधाक प्रवर्त्तन कयलनि जकर सम्बन्ध अतीतसँ अछि, यद्यपि संस्मरणक संसार विषयक दृष्टिएँ व्यापक नहि, तथापि संवेदनाक गाम्भीर्य आ आत्मीय-स्पर्शक दृष्टिएँ अत्यंत श्रेष्ठ कोटिक साहित्य-विधाक अन्तर्गत अबैछ। भारतीय भाषा आ साहित्यमे एहि विधाक जन्म पाश्चात्य साहित्यिक संग सम्पर्क फलस्वरूप प्रारम्भ भेल जे अधुनातन सन्दर्भमे एक चर्चित विधाक रूपमे प्रचलित भेल अछि। एहि विधामे ओ विपुल परिमाणमे साहित्य-सृजन कयलनि किन्तु अत्यन्त दुर्भाग्यपूर्ण स्थिति अछि जे मैथिलीक तथाकथित इतिहासकार लोकनिक ध्यान एहि दिस नहि गेलनि आ ओकर चर्चा पर्यन्त नहि कयलनि। भारतीय साहित्य निर्माता सिरीजक अन्तर्गत साहित्य अकादेमीसँ हिनकापर मणिपद्म (1996) नामे एक मोनोग्राफ प्रकाशित भेल अछि जे अत्यंत उपहासात्मक अछि। ओकर लेखक एहि सीरिजक रचनाकेँ बिनु पढ़नहि उपेन्द्र महारथीक संस्मरणकेँ रामलोचनशरणक नामोल्लेख कयलनि अछि। इएह तँ मैथिलीक मोनोग्राफ लेखकक स्थिति अछि।

भारतीय स्वतंत्रता-संग्रामक इतिहासमे सन् उन्नीस सय बियालिसक अगस्त क्रान्तिक ऐतिहासिक दृष्टिएँ अत्यंत महत्वपूर्ण स्थान अछि। एहि महाक्रान्तिमे बूढ़-बूढ़ानुस नेतासँ ल' कए जुआन-जहानक रक्त बेसी गर्म छलैक आ अंग्रेजी शासन-व्यवस्थाक विरूद्ध ओकारा सभक स्वर अधिक मुखर भेल छलैक। उत्तर बिहार आ मिथिलाञ्चलक नवयुवक लोकनि एहि महायज्ञमे अपन प्राणक आहूति देलनि आ रक्तसँ तर्पण कयलनि। मणिपद्म स्वयं सजग, सचेष्ट आ निर्भीक स्वतंत्रता सेनानी रहथि। एहि परिप्रेक्ष्यमे ओ मैथिली-संस्मरण प्रथमे-प्रथम डायरी शैलीक प्रवर्त्तन कयलनि अवश्य, किन्तु एकरा अतंर्गत ओ प्रचुर परिमाणमे रचना नहि क' पौलनि वा कयनहु होयताह तँ ओ ने तँ प्रकाशित अछि आ आब अनुपलब्ध अछि। जँ कदाचित एहि विधामे प्रचुर परिमाणमे डायरी लिखने रहितथि तँ ओ निश्चये मैथिली साहित्यक अभूतपूर्व कृति होइत। एहि सिरीजक अन्तर्गत हुनक *बियालसीक फरारी सात दिन* (मिथिला मिहिर, 5 दिसम्बर 1953) एवं *फरारीक पाँच दिन* (मिथिला मिहिर 31 दिसम्बर 1961) प्रकाशित अछि जाहिसँ स्वतंत्रता आंदोलनक क्रममे ओ डायरी लिखलनि तकर दारूण पीड़ादायक वर्णन कयलनि। एहिमे रचनाकार सद्य: स्फुटन भाव वा विचारकेँ अभिव्यक्ति देलनि वा अपन अनुभवक रेखाकंन वा विगत अनुभवक पुनर्मूल्यांकन कयलनि। एहिमे बियालसीक महाक्रान्तिमे फरारीक स्थितिमे जाहि परिस्थितिक चित्रण कयलनि जे नेपाल तराइक जन जीवनपर प्रकाश देलनि।

अपन दीर्घ सार्वजनिक जीवनमे ओ देशक राजनैतिक, साहित्यिक, सामाजिक आ सरकारी तंत्रमे कार्यरत व्यक्तिक सम्पर्कमे अयलाह, ओहि स्मृति कणकेँ जोड़ि क' हुनकासँ भेट भेल छल सन् 1953 ई. सँ लिखब प्रारम्भ् कयलनि जकर समापन 1986 ई. धरि अनवरत चलैत रहलनि जकरा एहि सिरीजक अन्तर्गत अभिव्यक्ति देलनि। हिनक उपर्युक्त संस्मरण मात्र लेखकीय मनीषापर नहि आधृत अछि, प्रत्युत प्रकृति-प्रेम, ईश्वर प्रेम, स्वजाति प्रेम, महतक प्रति श्रद्धा, विनोद प्रियता आदिक समस्त वैशिष्ट्यक झलक एहिमे भेटैछ। ओ अपन दीर्घ साहित्यिक जीवनान्तर्गत जाहि-जाहि मातृभाषानुरागी आ साहित्यानुरागी साधक लोकनिक सम्पर्कमे अयलाह ओकरा संगहि अन्यान्य भाषानुरागी विद्वत् वर्गसँ अभिभूत भेलाह, जाहि रूपेँ हृदयंगम कयलनि, जाहि रूपेँ प्रभावित भेलाह, तनिके ओ श्रृंखलाक कड़ीक आधार बनौलनि। हिनक संस्मरणात्मक आलेख यद्यपि विवरणात्मक अछि तथपि ओ सत्य घटनापर आधृत अछि संगहि वर्णित व्यक्तिक मातृभाषानुराग आ साहित्यिक आन्दोलन परिचायक सेहो अछि। एहि सिरीजक अन्तर्गत प्रकाशित संस्मरण

जीवनक एक पक्षकेँ उद्घाटित करैत अछि जे व्यक्ति अपन क्रियाकलापसँ आकर्षित कयलथिन तनिकेपर ओ लिखलनि। एकरा अन्तर्गत वर्णित व्यक्तिक व्यक्तित्व ओही वैशिष्ट्य तथा स्थितिकेँ जनमानसक समक्ष प्रस्तुत कयलनि जाहिसँ हिनक संस्मरण वास्तविक घटित घटनाक सन्निकट आ सम्भव भ' सकल। ओ स्पष्ट रूपेँ अपन यथार्थ प्रतिक्रिया वर्णित व्यक्तिपर व्यक्त कयलनि जकर वर्त्तमान परिप्रेक्ष्यमे ऐतिहासिक महत्व भ' गेल अछि।

एहि श्रृंखलाक अन्तर्गत मैथिला भाषा आ साहित्यक निम्नस्थ व्यक्तित्वक संग हुनका साक्षात्कार भेलनि तथा अमिट छाप छोड़लथिन यथा सीताराम झा (1891-1975) (मिथिला मिहिर, 12 दिसम्बर 1953), वैद्यनाथ मिश्र *यात्री* (1911-1998) (मिथिला मिहिर, 26 दिसम्बर 1953), काञ्चीनाथ झा *किरण* (1906-1989) (मिथिला मिहिर, 23 जनवरी 1954), चन्द्रनाथ मिश्र *अमर* (1925) (मिथिला मिहिर, 30 जनवरी 1954), हरिमोहन झा (1908-1984), (मिथिला मिहिर, 13 मार्च 1954), कुलानन्द नन्दन (1908-1980) (मिथिला मिहिर, 27 मार्च 1954), सुधांशु शेखर चौधरी (1920-1990) (मिथिला मिहिर, 30 अपैल 1954), सोमदेव (1934) (10 अप्रैल 1954), सुरेन्द्र झा *सुमन* (1910-2002) (मिथिला मिहिर, 17 अप्रैल 1954), नरेन्द्रनाथ दास (1904-1993) (मिथिला मिहिर 1 मई 1954), मायानन्द मिश्र (1934) (मिथिला मिहिर, 8 मई 1951), भोलालाल दास (1894-1977) (मिथिला मिहिर, 15 मई 1954), लक्ष्मण झा (1916-2002) (मिथिला मिहिर, 22 मई 1954), गिरीन्द्रमोहन मिश्र (1890-1983) (मिथिला मिहिर, 14 अगस्त 1954), जगदीश्वरी प्रसाद ओझा (?) (मिथिला मिहिर, 28 अगस्त, 1954) उमेश मिश्र (1895-1967) मिथिला मिहिर, 4 सितम्बर, 1954) अमरनाथ झा (1897-1955) (मिथिला मिहिर, 11 सितम्बर, 1954), सोमनसदाइ (?) (मिथिला मिहिर, 25 सितम्बर, 1954), नइँ बिसरब (मिथिला दर्शन, जनवरी 1954), नंग्टू साँढ़ (मिथिला दर्शन, अगस्त 1960), कमला, यमुना आ गंगा (मिथिला दर्शन, जुलाई 1961), तीन गोट संस्मरण (वैदेही, जुलाई-अगस्त 1961), सामा चकेबा (वैदेही, सितम्बर 1961), गोदपाड़िनी नट्टिन (मिथिला मिहिर, 21 अप्रैल 1963), थानेदार (मिथिला मिहिर, 17 नवम्बर, 1963), राजकमल चौधरी (1929-1967) (मिथिला मिहिर, 30 जुलाई 1967), मिहिरोदय (मिथिला मिहिर, 1 मार्च 1970), रामकृष्ण झा *किसुन* (1923-1970), (मिथिला मिहिर, 2 अगस्त 1970), रमानाथ झा (1906-1971) (मिथिला मिहिर, 16 जनवरी, 1972), हजारीप्रसाद द्विवेदी (1907-1979) (मिथिला मिहिर, 27 मार्च 1973), बदरीनाथ झा (1893-1974) (मिथिला मिहिर, 30 सितम्बर 1973), ललितानारायण मिश्र (1922-1975) (मिथिला मिहिर, 19 जनवरी 1975), बलदेव मिश्र (1880-1979) (मिथिला मिहिर, 3 फरवरी 1975), विशालकाय महिला (?) (मिथिला मिहिर 2 नवम्बर 1975) राजाबहादुर विश्वेश्वर सिंह (1908-1976) (मिथिला मिहिर, 25 अप्रैल 1976), पिताश्री चल गेलाह (मिथिला मिहिर, 3 अक्तूबर, 1976), राजेश्वर झा (1922-1977) (मिथिला मिहिर 15 मई 1977), सुनीतिकुमार चटर्जी (मिथिला मिहिर 3 जुलाई, 1977), लक्ष्मीपति सिंह (1907-1979) (मिथिला मिहिर, 25 मार्च 1979), जयप्रकाश नारायण (1902-1979) (मिथिला मिहिर 14 अक्तूबर 1979) उपेन्द्र ठाकुर मोहन (1916-1980) (मिथिला मिहिर, 8 जून, 1980), चिरवत्सले (मिथिला मिहिर, 7 दिसम्बर 1980), उपेन्द्र महारथी (मृत्यु 1981) (मिथिला मिहिर, 1 मार्च, 1981), योगेन्द्र मल्लिक (?), (कर्णामृत, सितम्बर 1981), धर्मलाल सिंह (?) (मिथिला मिहिर, 29 नवम्बर 1981) सुभद्रा झा (1911-1982) (मिथिला मिहिर, 24 अक्तूबर 1982), राधाकृष्ण चौधरी (1924-1984) इत्यादि। कविवर सीताराम झा, बाबू भोलालाल दास एवं राधाकृष्ण चौधरी पर दुइ संस्मरण उपलब्ध होइछ जे एक तँ जीवितावस्था थिक आ दोसर मृत्यूपरान्त जे क्रमशः मिथिला मिहिर, 20 जुलाई 1975, मिथिला मिहिर, 19 जून 1977 एवं कर्णामृत, जनवरी-मार्च 1986 मे प्रकाशित भेल। उपर्युक्त संस्मणान्तर्गत ओ हुनक जीवन वृत्तक इतिहासे नहि, प्रस्तुत कयलनि, प्रत्युत हुनक साहित्यिक अभिरुचि एवं अवदानक संगहि-संग संगठनात्मक प्रवृत्तिक लेखा-जोखा प्रस्तुत कयलनि अछि जे मातृभाषाक विकासमे उल्लेख्य योग्य अवदानक कारणेँ चर्चित अछि।

हुनकासँ भेट भेल छलक परिधि मात्र मैथिली साहित्य मनीषी लोकनि धरि सीमित नहि रहल, प्रत्युत ओकर फलक विस्तृत छल तकर प्रारूप भेटछै जे विश्वक प्रख्यात भाषा शास्त्री विद्वत् वरेण्य सुनीतिकुमार चटर्जी, हिन्दीक प्रख्यात मनीषी आचार्य हजारी प्रसाद् द्विवेदी, महान राजनेता जयप्रकाश नारायण, मिथिलाक प्रख्यात चित्रकार उपेन्द्र महारथी, मिथिलाक यशस्वी राजनेता ललितनारायण मिश्र एवं महान् लक्ष्मीवान राजा बहादुर विश्वेश्वर सिंह इत्यादि व्यक्तिक प्रसंगमे अपन निजी धारणाकेँ रूपायित कयलनि।

खौंत सुनि भुलिया बाजलि- ''सरद-गरम भऽ गेल। एती रातिमे डाकडरो ऐठीन कन्ना पठेबे। तइमे तेहेन दुरकाल समए अछि जे ओहो औत कि नै।''

निराश होइत अनुप बाजल- ''जँ औरूदा हएत जीवे करब नै जे रसीद कटि गेल हएत तँ डाक्टरो बुते थोड़े बाँचव।''

भुलिया- ''महींसक पाछु जे जान गमबै छी तइसँ नीक जे महींसे बेच लेब।''

आशा भरल स्वरमे अनुप पत्नीकेँ उत्तर देलक- ''अही महींसक बले तँ दूटा पाइयो देखै छी आ गुजरो करै छी। जँ एकरे बेचि लेब तँ जीवि कन्ना। जिनगीमे एहिना नीक-अधला समए अबै-जाइ छै, तइले कि काजे छोड़ि देब। मरै कए कोनो ठेकान **छै**। चलितो काल लोक खसि पड़ैए आ मरि जाइए। तइले महीसि किअए उपटाएव।''

अइ अजकल पोरूसाल गाममे किसान गोष्ठी भेल रहै। ओहि गोष्ठीमे जिलोक कृषि-पदाधिकारी आ ब्लौकक पदाधिकारी सभ सेहो आइल रहथि। ओना गामक लेल पहिल गोष्ठी छलए। जहिमे किसानक दुख-दर्दकेँ लगसँ देखल गेल रहै। ओहि दिन गामोक किसानकेँ सरकारमे अपन भागीदारी बुझि पड़ल रहै। किऐक तँ अखन धरि गामक लोक सरकारक माने कोटाक चीनी आ मटियातेल धरि बुझैत छलै। गोटे-गोटे साल खैरातक गहूमो आबि जाइत छलै। मुदा तहिसँ बदलल रूप गोष्ठीमे रहए। किएक तँ किसानकेँ चारि श्रेणी- लघु, सीमान्त, मध्यम और पैघ किसानक रूपमे विभाजित कऽ सबहक लेल सरकारी सुविधाक चर्चा भेलै। सीमान्त किसानकेँ एक-तिहाइ माने ३३ प्रतिशत सरकारी सहायताक घोषणा भेलै। एक-तिहाइ मदतिसँ लोकमे भरपुर उत्साह जगलै। खेतीक सभ विधा पशुपालन, माछपालन तरकारीक खेती, फल-फलहरीक खेतीक संग-संग उन्नतिशील धान, गहूम इत्यादि अन्नक खेतीमे सेहो मदतिक चर्चा भेलइ। ३३ प्रतिशत माने एक तिहाइ सुविधा पाबि पैघ किसान आ मध्यम किसानक लेल छोट-छोट कारोवार आ गाइयो-महीसि पोसैक बाट खुजलै। गोष्ठीक किछुए दिनक बाद पंजाब-हरियाणासँ ट्रकक माध्यमसँ बारह टा जर्सी गाए गाममे आएल। ओहिमे सँ एकटा कारी रंगक गाए राजेसर सेहो दस हजारमे कीनिलक।

चारि मास धरि गाए नीक-जेकाँ आठ किलो दूध दैत रहल। बादमे चारि मासक पछाति एक संझू भऽ गेलइ। जाधरि आठ किलो दूध गाएकेँ होइत रहल ताधरि दुनू परानी राजेसर सेहो ही खोलि मेहनतो करै। ओना दूधारू घासक खेती नहि केने रहए। ने सुधादाना आ ने कोनो तरहक पौष्टिक आहारक दोकान इलाकामे खुजल। मुदा तइओ राजेसर पुरने ढंगसँ मुसरी आ मकैक दर्रा थोड़-थाड़ गाएकेँ खुअबैत रहए। छह मास बीतैत-बीतैत गाए बिसकि गेलै। बच्छा तरे गाए रहै तँ गाइयक संख्या तँ नहि बढ़ले मुदा, जतवे दिन दूध भेलै ओहिसँ गाइयक प्रति आकर्षण जरूर बढ़ि गेल रहए। किएक तँ अखन धरि गाममे एक्कोटा ओहन गाए नहि भेल रहए जेकरा सेर भरिसँ बेसी दूध होइ। ओना गामक गाइयक वंश दिनानुदिन विगड़ैत गेल। तेकर अनेको कारणमे एकटा कारण इहो रहए जे श्राद्धकर्ममे तेहेन दब बच्छाकेँ दागि साँढ़ बनौल जाइत रहए जे गाइयक खाढ़े नष्ट होइत गेलै। बिसकलाक बाद गाय उठवे ने कएल। आठ मास बीतैत-बीतैत राजेसर निराश भऽ गेल। लोककेँ पुछै तँ कियो-करूतेल पिअबै लए कहै तँ कियो मेनक पात खुअबै लए कहै। मुदा गाए उठलै नहि। हारि-थाकि कऽ मधेपुर मवेशी डॉक्टरसँ सम्पर्क कऽ पुछलक। गर्भाशय साफ करबैक विचार डॉक्टर सहाएव देलखिन।

दिवाली दिन राजेसर गाए नेने मधेपुर मवेशी अस्पताल पहुँचल। एकटा बीमार महीसि देखैले डॉक्टर सहाएव भगवान गेल रहथि। गाएकेँ ढाठमे बान्हि राजेसर अस्पतालक ओसार पर तौनी विछा सुति रहल।

सूर्यास्त भेलापर डॉक्टर भगवानपुर सँ ऐला। डेरा अबिते पत्नी कहलकनि- ''एक गोटे दुपहरेसँ भुखे-पियासे गाइयक संग बैसल छथि पहिने ओ देखि लिऔ।''

दुपहरक नाओ सुनिते डॉक्टर चौंकि गेलाह। साइकिल रखि पत्नीकेँ कहलखिन- ''तेहेन बीमारीक भाँजमे पड़ि गेलहुँ जे छोड़ियो नहि सकैत छलौं। मुदा जखन महींस पाउज धऽ खढ़ उठौलक तखन अपनो संतोष भेल आ महिसोबला कहलनि जे

आब महीसि बँचि गेल। तँ एते अबेर भऽ गेल। मन गरमा गेल अछि पहिने एक लोटा पानि पीआउ आ चाह बनाउ। ताबे कपड़ा खोलि लइ छी।''

चाह पीबि डॉक्टर राजेसर लग पहुँच गाएकेँ देखि कहलखिन- ''जँ एते काल बैसलौं तँ आध घंटा आरो समए लागत।''

आशा भरल स्वरमे राजेसर कहलकनि- ''तइले नइ कोनो, मुदा गाममे तमाशा सेहो छी आ अन्हरिया राति छी तँ थोड़े.....।''

ढाठीमे गाएकेँ बन्हवा डॉक्टर साफ केलनि। सावुनसँ हाथ धाय एकटा इन्जेक्शन देलखिन। चारि खोराक गोटी दऽ कहलखिन- ''काज तँ भऽ गेल मुदा, आब गाम नइ जाउ। एतै रहि जाउ, भोरे दिन-देखार चलि जाएब।''

फीस दैत राजेसर कहलकनि- ''डॉक्टर सहाएव, अबेरो भेने तँ काज भइये गेल। गाममे मेलो-तमाशा छी तँ चलिये जाएब।''

एक तँ करिया कम्मल जेकाँ अन्हार, दासर कारी खुट-खुट गाए, मने-मन राजेसर सोचलक जे हो न हो कहीं हाथसँ डोरी छुटि जाएत तँ गाए हराइये जाएत। छोड़मे ससरफानी दऽ अपन गट्टामे बान्हि आगू-आगू गाए आ पाछु-पाछु अपने विदा भेल। थोड़े दूर आगू बढ़ल कि बुन्दा-वुन्दी पानियो आ हवो रसे-रसे जोड़ पकड़ए लगल। हवाक संग-संग घनघनौआ बरखो हुअए लगल। घरपर अबैत-अबैत जहिना अपने तहिना गाइयो जाड़े कठुआ गेल। राति ढहल। गाए टाँग पटकए लगलै। लगले-लागल उठवो करै आ बैसवो करए। बो-बाँ सेहो करए। समए तेहन भऽ गेलै जे पुन: डॉक्टर ऐठाम जाइक साहसे ने भेलै। ने गाममे मवेशी डॉक्टर आ ने लग-पासक कोनो गाममे। हारि कऽ करूतेल-मटिया तेल मिला, सौँसे देह औंसि बोराक नूरी बना दुनू परानी गाएकेँ ससारए लगल। थोड़े काल ससारि मरीच पीसि करूतेलमे मिला काँड़िसँ पिऔलक। मुदा गाइयक रोग हटलै नहि। धीरे-धीरे बढ़िते गेलै। भोरहरवामे खूव जोरसँ डिरिया गाए मरि गेलै।

गाएकेँ मरिते दुनू परानी राजेसर कानए लगल। भोरहरवाक कानव सुनि दुनू परानी डोमन दौड़ि कऽ आएल। अबिते राजेसरकेँ डोमन पुछलक- ''भैया, की भेलह?''

डोमनक प्रश्नक उत्तर नहि दऽ राजेसर कनिते रहल। लगमे अबिते डोमन देखलक जे चारू पाएर छिड़िऐने गाए मरल अछि। मुँहपर तरहत्थी दऽ डोमन बाजल- ''भैया, चुप हुअअ। कमाइबला बेटा मरलापर लोक सवुर करिते अछि, ई तँ सहजे नाङरि छी।''

डोमनक बात सुनि राजेसर बाजल- ''गाए मरि गेल तेकर दुख ओते ने अछि जते बैंकक करजाक अछि। एक तँ सरकार लोककेँ मदति करैए कि गरदनिमे फाँस लगबैए। जखन गाए नै नेने रही तखन कहलक जे तेकरी सरकार देत आ बाकी दू हिस्सा बैंकसँ करजा भेटत। काज सुगम देखि लेलौं। बुझबे ने केलियै जे गरदनिमे फँसरी लगबैए। छुट लेल बैंकबला कहलक जे मधमन्नीसँ कागज आनि कऽ दिअ तखन ओइ रूपैयाक मिनहा लोनमे भऽ जाएत। जावे तक ओ कागज नै देब ताबे तक सोलहो आना रूपैयाक सुदि चलैत रहत। अपने देखल-सुनल नहि। कोटक मंसीकेँ जा कऽ जा सभ बात कहलियै तँ ओ तैयार भऽ कऽ ओइ ओफिस गेल। ओइ ठीमन गेलौं तँ कहलक जे पान सए रूपैया लागत तखन कागज देव। एहिना दौड़-बरहा करैमे हजारसँ उपरे खर्च भऽ गेल। रूपैयाक किस्त नै देने छेलियै बैंकमे जखन हिसाब करबै लगलौं तँ कहलक जे छह मासक सुदि मूड़मे जमा भऽ गेल आ ओकरो सुदि लागत। तइ बीच गाइये मरि गेल। आब की करब?''

दिवालीकेँ शुभ दिन बुझि सुरतिया भोरेसँ दुनू परानी खपड़ाक भट्ठा लगबए लगल। बीस हजार खपड़ाक भट्ठाक मन मे खशी रहए। बीचमे थोपुआ आ चारू कात नरिया खपड़ाक आवा लगौलक। थापुआ मोटो होइ छै तँ कातमे लगौलासँ नीक जेकाँ नहि पाकत। आमदनीक खुशी मनकेँ तेन खुड़-खुड़ा देने रहए जे दुनू परानीकेँ काजक भीड़ बुझिये ने पड़ए। दुनियाँक सभ किछु बिसरि मन आमदनी देखि तरे-तर हँसए। जहिना कोनो कनैत बच्चाकेँ गुदगुदी लगौलासँ हँसीक लाबा फुटैत तहिना दुनू परानी सुरतियोकेँ होय। भट्ठा लगि गेल।

एक तँ सुखार माने रौदियाह समए दोसर कातिक मास। कातिक मासमे चैत-बैशाख जेकाँ ने हवा-विहाड़िक शंका आ ने झाँट-पानिक। तँ ने भट्ठाक उपर छाँही देलक आ ने कातमे टाट लगौलक। पहिल साँझ **उक**-बाती फेरि सुरतिया भट्ठा लग बैसि निङहारि-निङहारि देखए लगल जे कतौ किदु छुटि तँ ने गेल। फुलेसरी भानस करए गेलि। चुल्हि पजाड़ि अदहन दइते मनमे उठलै जे अधिक लटारम करैमे बेसी देरी लागत तइसँ नीक खिचड़ी आ अल्लू चोखा बना लेब। बैसारी लोक ने छनुआ-बगहरूआ बना जी माने जीभकेँ चसकी पुड़बैए। पावनिये दिन छी तँ की छी। कोनो कि वावनियेकेँ सीमा-नाङड़ि छै, जेकरा रहए छै ओ सभ दिन खाइए। खाइये पाछु जे समए बीता लेब तँ खाइक ओरियान कोना हएत। फेरि मनमे भेलै जे अपने फुरने नै करब हुनको पुछि लइ छिअनि। चुल्हि तरसँ उठि फुलेसरी पति लग जाए पुछलक- ''ओना आइ तँ लछमी दिन छी सभ तरूआ-बगहरूआ बनाओत, से की विचार।''

सुरतिया मने-मन बीस हजार खपड़ाक दाम जोड़ैत रहए। बारह हजार थोपुआ अछि जेकर दाम बारह हजार भेल। सौ-पचास फुटियो जाएत तइओ नै बारह हजार तँ पौने बारहे हजार रहह। आठ हजार नड़िया अछि जे आठ सए रूपैये बीकत। ओहूमे पच्चीस-पचास अधपक्कू आ फुटि-भांगि जाए तइओ नै चौसैंठ साए तँ छह हजार हेबे करत। कहुना-कहुना तँ सत्तरह-अट्ठारह हजार हेबे करत। पत्निक बात सुनि उत्तर देलक- ''बूढ़ि भऽ गेलौं आ नाक लगले अछि। एतवो नै बुझै छियै जे भट्ठा लगौने छी आगि देवइ तँ भरि राति ओगरि कऽ रहए पड़त। जगरनामे अधपेटे खेनाइ नीक होइ छै कि चढ़ा कऽ। जाउ खिचड़ी आ अल्लू चोखा बना लेब।''

अपन विचारसँ पतिक विचार मिलिते फुलेसरीक मन खुशीसँ नाचि उठल। मुस्की दैत दोहरौलक- ''पावनिक दिन छी, तखन.....।''

''जाउ-जाउ। जेकरा रहए छै ओकरा लिये सभ दिन होलिये आ दिवालिये रहै छै आ जकरा नै रहए छै ओकरा लिये सभ दिन एकादसिये रहै छै।''

खा-पी कऽ फुलेसरी बच्चा सभकेँ सुता देलक। रातिक साढ़े नअ बजैत सुरतिया भट्ठामे मसुरीक दालि छिटैत- ''जेहन मसुरीक दालि लाल, तेहन भट्ठा लाले-लाल'' कहि आगि देलक। सुखाड़ समए धुधुआ कऽ आगि पजड़ि गेल। आगिक पजड़व देखि सुरतिया पत्नीकेँ कहलक- ''अइ बेरक खपड़ासँ पूँजी बढ़ा लेब। दू आदमीकेँ आरो राखि लेब। कहुना-कहुना जँ दसो भट्ठा हाथ लागल तँ लाखक कमाइ भइये जाएत। पूँजी ने पूँजी बढ़बैत अछि। गाममे देखते छियै जे जेकरा दस बीघा जमीन छै ओ अपनो साल भरि खाएत से नै होइ छै। हम तँ सहजहि नंगा-फरोस छी। तहन तँ लुड़िये-वुद्धि तेहन अछि जे जनो कमवाएब।''

फुलेसरीक बुद्धिमे पतिक बात नहि अँटल। छोट बुद्धिमे पैघ बात कोना अँटत। मुदा पति-पत्निक बीच कि शास्त्रार्थ होइत अछि। सुयोग कविक कविता जेकाँ तुक मिलौवलि होइत अछि। विषय-वस्तु किछु रहौ वा नहि रहौ मुदा, तुकवन्दी जँ नीक रहल तँ ओ श्रेष्ठ कविताक श्रेणीमे अविये जाइत अछि। पतिक प्रश्नक उत्तर फुलिया दैत बाजलि- ''अइ बेरि अपनो घरपर खपड़ा दइये देबइ।''

अपन घर सुनि सुरतियाक मनमे उठल जहिना घर बनौनिहारकेँ अपना रहैले घर नै रहै छै तहिना तँ हमरो अछि। जाबे विराटनगरमे नोकरी करै छलौं ताबे पेटो चलैमे कोताहिये होइ छलए। मुदा आब जँ वेसी कमाइ हुअए लगल तँ घरो बनाइये लेब।

बुन्दा-वुन्दी पानियो आ संग-संग हवो उठल। मेघ दिस देखि सुरतिया बुदबुदाएल- ''मेघो कहाँ देखै छियै। एकटा छोटका टुकड़ी बुझि पड़ैए। नै आओत बरखा। मुदा हवा ने एकभग्गू कऽ दिअए। जँ हवा जोर भेल तँ एक भाग काँचे रहत आ दोसर भाग झाम बना देत।'' हवा तेज होइत गेल आ मेघो पसरैत गेल। पूबसँ बादल आबि-आबि सघन हुअए लगल। जहिना-जहिना बरखा बढ़ए लगल तहिना-तहिना हवो बढ़ए लगल। तड़तड़ा कऽ जोरगर बरखो आ विहाड़ियो आबि गेल। झाँट-पानि देखि

सुरतियाक आशा राइ-छित्ती भऽ गेल। मास दिनक मेहनतक संग-संग पूँजीयो -माटि उघैक गाड़ी भाड़ा, जनक वोइन, जरनाक दाम- नष्ट भऽ गेल। टूटल मने पत्नीकेँ कहलक- “सभ किछु दुइर भऽ गेल।”

पतिक बात सुनि फुलेसरी गौवाँकेँ दोख लगबैत बाजलि- “ई सभ किरदानी गौवाँ सबहक छियै। जखन गाममे काली-पूजाक अड़धेना -आराधना- केलक तँ पहिने भगता बजा पूजा कऽ काली-महरानीसँ वाक लऽ लैत से करबे ने केलक आ अपने फुड़ने पूजा शुरू कऽ देलक। ओकरा सभकेँ की बिगड़लै। देत कियो हरजाना।”

फुलेसरीक जोर-जोरसँ बाजब सुनि सुरतिया डपटैत बाजल- “ऍंह सभटा बुझै छै। राजा-दैवक कोनो ठेकान छै। ककरो हाथमे छै जे ककरो दोख लगबै छियै। कोनो कि अपने टा नोकसान भेल। कते लोकक घर खसल हेतै, चीज-बौस दुइर भेल हेतै कि अपने टा भेल?”

पतिक बात सुनि फुलेसरीक तामस गौवाँपर सँ हटि पड़ोसिनीपर पहुँचल। पड़ोसिनीकेँ गरिअबए लागलि- “तेहेन मरमी मौगी सभ अछि जे अनकर नीक सोहाइ छै। बेटा दऽ दऽ डानि सीखने अछि आ अनकर गरदनि कटैए। जहिना हमर भट्ठा नोकसान भेलि तहिना ओकरो सातो पुरखाकेँ उड़ाहि देवै।”

सुरतियाक घरक बगलेमे एकटा मसोमातक घर। जेकरा सभ स्त्रीगण डाइन बुझैत छै। ओकरे ठेकाना-ठेकना फुलेसरी गरिअबैत। गारि तँ ओहो मसोमात सुनैत मुदा, नाओ नहि सुनि कान ठाढ़ केने रहए जे जखने नाओ लेत तखने देखा देबइ। केहेन घनिकपन्ना होइ छै से सभ निकालि देवइ। पत्नी क्रोध देखि सुरतिया सोचलक जे एक तँ जे नोकसान भेल से भेवे कएल तइपर सँ अनेरे झगड़ा सेहो ठाढ़ हएत। हमरासँ कि कमजोर ओ मसोमात अछि। दियादियो बेसी छै आ अपनो दुनू बेटा बुफगर छै। हो न हो कहीं आबि कऽ मारि ठानि दिअए। तखन तँ पूँजीयो गेल आ उपरसँ मारियो खाएव। पत्नीकेँ पोल्हवैत कहलक- “की हेतइ, कियो कपार लऽ लेत। भगवान जे भोग-पारसमे देने हेता ओ हेबे करत। जे नै देने हेता से अपनो केने थोड़े हएत। तइले एते आगि-अङोरा होइक कोन काज छै। नोकसाने की भेल खपड़ा गलि कऽ माटि हएत ओकरा फेरि खपड़ा पाथि सुखा कऽ भट्ठा लगा लेब। जरनो भीजवे ने कएल ओकरो सुखा लेब। गिरहत सभकेँ देखै छियै हर-जन लगा खेती करैए आ बाढ़िमे दहा जाइ छै तँ कि ओ मरि जाइए कि खेती छोड़ि दइए। तहिना हमरो भेल। भगवान समांग देने रहथु। सभ किछु फेरि भऽ जाएत।”

पतिक बात सुनि फुलेसरीक मन थीर भेल। मुदा तइओ मनमे खौंझ उठिते रहए। बाजलि- “भगवानो दुष्टे छथि। जानि-जानि कऽ गरीबे लोककेँ सतबै छथिन। जहिना ओ करै छथिन तहिना ने हमहूँ सभ करै छिअनि। ने एकोटा उपास करै छी आ ने एको दिन पूजा करै छिअनि।”

पत्नीक बात सुनि मुस्की दैत सुरतिया बाजल- “अच्छा आब भऽ गेल। जहिना ओ -भगवान- केलनि तहिना अहूँ करिते छिअनि। सधम-बधम भऽ गेल।”

मछुआ सोसाइटी बनने किछु गोटे उठि-वैसल आ किछु गोटे गोपाल खत्तामे चलि चलि गेल। ओना सोलहो आना पोखरि सोसाइटीमे अखनो धरि नहि गेल अछि। मुदा जे गेल ओकर मुआवजा तँ पोखरिबलाकेँ नहि भेटल। सोसाइटी बनने नव पानिदार मालिकक जन्म जरूर भऽ गेल। किऐक तँ एक गोटेक हाथमे अंचल भरिक पोखरि आबि गेल। जहिसँ पर्याप्त उत्पादित पूँजी हाथ लगि गेलै। संग-संग सरकारी खजानाक लूट सेहो शुरू भेल। मनमाना ढंगसँ सोसाइटीक सचिव आ सरकारी तंत्र मिलि कऽ गामक अमूल्य पूँजी लुटब शुरू केलक।

ओहि सोसाइटीसँ एकटा पोखरि आ एकटा खानगी पोखरि डेढ़ हजार सलियाना किस्तपर फुदना माछ पोसैक लेल लेलक। सोसाइटीबला पोखरिक महार, बिनु देखरेख भेने, ढहि-ढुहि कऽ सहीट भऽ गेल छलैक। मुदा रामधनबला पोखरिक मोहार नीक मुँह कान बना जीवित छै। शुरूहे अखाढ़मे फुदना एकटा बेपारीसँ गंगाक जीा कीनि सैरातबला पोखरिमे देलक। आ दोसर

पोखरिमे तमुरियाक हेचरीसँ कीनि कऽ आनि देने रहए। गंगाक जीमे रोहू, नैन, भाकुर रहए आ तमुरियाक जीरा सिल्वर काफ रहए। सिल्बर काफ साले भरिमे दू-दू तीनि-तीनि किलोक भऽ जाइत छैक जबकि रोहू, नैन तँ कम बढ़ैत छै मुदा, भाकुरक बाढ़ि अधिक होइ छै। तीनू जीरा मिला कऽ दैत छैक। पानिक सतहक हिसाबसँ तीनू माछ रहैत छै तँ तीनू मिला कऽ देल जाइ छैक।

शुरू अखाढ़ेमे जे आद्रामे बरखा भेल रहए ओहिमे दुनू पोखरि भरि गेल रहए। पोखरिक पानि आ जीराक सुतरब देखि दुनू परानी फुदनाक मन चपचप करैत रहए जे भगवान दुख हेरलनि। कहुना-कहुना तँ बीस हजारसँ उपरेक आमदनी हएत। जहिना खूब फइल आमक गाछी, खूब उपजल खेत आ खूब दुधगर गाए वियेलासँ खुशी किसानकेँ होइत तहिना फुदनो दुनू परानीकेँ मनमे होय। जहिसँ दुनू परानी बेरा-बेरी तीनि-तीन बेरि पोखरिक घाटपर घंटा-घंटा भरि बैसि माछक बच्चाकेँ ऐम्हरसँ ओम्हर हेलैत देखए। घरपर अबैक मने ने होय।

माछक कारोवारसँ फुदनाक परिवार पहलेसँ जुड़ल। खड़डब, माछ मारि बेचब परिवारक जीविका रहए। तीन सलिया रौदी भेने फुदना कंठी लऽ लेलक। माछक रोजगार कोन जे माछ खेवो छोड़ि देलक। जे माछक गंध पहिने नीक लगै, आब जी ओकियाए लगै छै। गामक कीर्तन मंडलीमे शामिल भऽ अष्टयाम, नवाहमे कीर्तन करए सेहो जाए लगल आ भनडारा सेहो पुरए लगल। लाट लगने एक हाथ हरिमुनियाँ बजौनाइ, ढोलक बजौनाइ सेहो सीखि लेलक। पाछु-पाछु कीरतन गबैत-गबैत गौनाइयो सीख लेलक। दाढ़ीयो-केश बढ़ा लेलक आ पतलखरीक चानन सेहो करए लगल। समेओ संग देलकै। कीरतन मंडलीक सट्टा सेहो हुअए लगलै। काजो हल्लुक आ प्रतिष्ठाक संग-संग खेनाइयो नीक भेटै आ पाइयोक आमदनी नी भऽ गेलै। मुदा घरवाली सीतिया साकठे रहलि। जहिना माछक वन्यास बनबैमे सितिया लूरिगर तहिना खाइयोमे जीबिलाह। गामक छौँड़ा सभ आ जनिजातियो सभ बगुला भगत कहै। घरमे एक्केटा थारी-लोटा रहए। जहीमे फुदनो खाए आ सितियो। एते बात जरूर रहए जे कहियो फुदना घरवालीकेँ माछ खेवासँ मनाही नहि केलक। फुदना देखवो करै जे नैहरसँ सनेसमे माछे अबै छै। नहियो-नहियो तँ तीनि-चारि खेप मासमे अबिए जाइ छै। सितियाक पिता माछक कारवारी रहए। पोखरियोबला सभसँ आ मधेपुरोक बेपारीसँ माछ कीनि कीनि आनए आ नफ्फा लगा कऽ गामे-गामे घुमि कऽ बेचि लिअए। जहिसँ नीक कमाइ होय। खेत-पथार तँ नहि कीनिलक मुदा, नीक जेकाँ गुजरो करए आ घरो बनौने रहए।

एक दिन फुदनाक सार टुनटुनमा दू किलोक अंडाएल रोहू नेने एलै। नमहर-नमहर कुट्टिया काटि माछ तरए लगल। माछक सुगंधसँ फुदनाक मन मचकी जेकाँ डोलए लगल। जहिना शरीरमे पुरना रोग समए पाबि पुन: जगि जाइत तहिना फुदनोकेँ भेल। गरदनिसँ कंठी निकालि लाचारीक मुस्की दैत पत्नीकेँ कहलक- ''दूटा कुट्टिया आ चूड़ा भूजि कऽ नेने आउ?''

पतिक बात सुनि व्यंग करैत सितिया बाजलि- ''तीन सालमे कते घाटा भेल से बुझै छियै। रोहू माछ खेनिहारकेँ कहियो ऑंखिमे अबै छै। बुढ़ाढ़ियो तक ओहिना चक-चक देखैत रहैए। अखन चुल्हि तरसँ कन्ना उठब। घरमे चूड़ा नै अछि। दोकानसँ अधा किलो नेने आउ। ताबे हम अंडाकेँ तरै छी।''

जहिना चोरकेँ गरपर रूपैया देखने देहमे तेजी आबि जाइ छै तहिना फुदनोकेँ आबि गेल। जेबीसँ दसटकही निकालि दोकान गेल। सात रूपैयामे अधा किलो कीनि कऽ आबि चुल्हिये लग बैसि पत्नीकेँ कहलक- ''ताबे एकटा लाउ।''

सितियाक इच्छा रहबे करै। अनेरे दुनू परानी दू दिशाह भेल छी। जहिसँ अनेने सदतिकाल रक्का-टोकी होइत रहैए। तरल अंडा आ चूड़ाक भूजा सितिया पतिकेँ देलक। जहिना कोनो वस्तु अधिक दिनक बाद भेटलासँ आनन्द अबैत तहिना फुदनाकेँ खेवामे आनन्द आबए लगल।

फुदना सासुर गेल। ससुरक घरमे धड़ैनपर एकटा छोटका घुमौआ जाल सैंति कऽ राखल देखलक। जाल देखि मनमे एलै जे अनेरे ई जाल रखले-रखले दुरि भऽ जाएत तइसँ नीक जे नेने जाइ। छोटका सारकेँ जाल उताड़ि देखबै लए कहलक।

जाल देखि फुदना मांगि गाम नेने आएल। गाममे ककरो बुझले नै रहए आ ने ककरो लग बजवे कएल। ओजार देखि फुदना तरे-तर खुशी रहए। तेसरे-चारिमे दिनसँ ओ पोखरि सभमे साझू पहरकँ चोरा-चोरा माछ मारए लगल। अपनो खाए आ उगरै तँ बेचियो लिअए। पोखरिबला सभ धपबए लगल। होइत-होइत एक दिन पकड़ा गेल। तत्काल तँ पोखरिबला किछु नहि कहलकै मुदा, जाल छीनि लेलकै। दोसर दिन भोरे पोखरिबला पनचैती बैसौलक। पूर्बासायक जरूरते ने रहै किऐक तँ जाले गवाह रहए। पंच सभ पच्चीस बेरि कान पकड़ि कऽ उठै-बैठै

क्रमशः

**राजेश्वर नेपाली**

*कवि पं. प्रतापनारायण झा कें छठम पुण्यतिथि पर हार्दिक श्रद्धाञ्जलि*

पं. प्रताप नारायण झा एकटा उच्च कोटिक साहित्यकार रहथि । मूलतः अध्यापन पेशा मे जीवनक महत्वपूर्ण समय व्यतितकए चुकल ज्योतिषीजी के नाम सँ सुपरिचित ओ लागल यज्ञ आ सीता स्वयम्वर तथा सुकन्या च्यवन दूटा खण्ड काव्यक रचना संगहि अनेक कविता लिखलनि ।



साहित्यिक प्रतिभावान कवि प्रताप नारायण झा के कवित्वक परिचय हुनक कत्त्रव्य की अछि के जनैछी ? शीर्षक कविता सँ भेटैत अछि । २०५० साल जेष्ठ २८ गते जनकपुरधाम मे नेपाल राजकीय प्रज्ञा प्रतिष्ठान के उपकुलपतिक मदनमणि दीक्षितक प्रमुख आतिथ्य मे भेल वृहत कवि सम्मेलन मे पठित कविताक संग्रह लावाक धान मे ओहि कविता संदर्भ मे डा. रमानन्द झा रमण नेपाल मे मैथिली कविताक धार मे टिप्पणी करैत छथि :___

महेन्द्र विद्याभूषण पं. प्रताप नारायण झाक कविता मे विचारक गाम्भीर्यता आ दर्शक उच्चता स्पष्टतः भाषित होइत अछि :___

केहन ई संसार अछि की हम जनैछी ? के जनैछी ? मात्र स्वार्थे एक दोसर सँ जुटल अछि, सब जनैछी । किन्तु जैखन स्वार्थ मे धक्का लगै अछि खसि पडैछी तदपि बंचवाक आगा बंचना करिते रहैछी ।

टुटि परैछी लडि उठैछी, अपन आनकी नै बुझैछी तें कहल हम केहन ई संसार अछि से के जनैछी ?

कविताक अंत मे कवि लिखै छथि :___

सब देखैछी सब करैछी बेस ततवे सब जनैछी
फलक आशा त्याग कय संलग्न मे छी से जनैछी
आर की चाही तकर चिन्ता कहां अछि से जनैछी
मैथिली संसार अछि कत्त्रव्य की अछि के जनैछी

तें कहल हम केहन ई संसार अछि से के जनैछी ?

हुनक प्रथम खण्डकाव्य लागल यज्ञ आ सीता स्वयम्बर ऐतिहासिक खण्ड काव्य अछि । सात सर्गक एहिखण्ड काव्यक भूमिका मे त्रिभुवन विश्व विद्यालय केन्द्रीय मैथिली विभागक तत्कालिन अध्यक्ष डा. धीरेश्वर झा धीरेन्द्र लिखने छथि :___

ज्योतिषाचार्य पं. प्रताप नारायण झा जीक सीता स्वयम्बर खण्ड काव्यक अध्ययनक सौभाग्य हमरा प्राप्त भेल । मातृभाषा मैथिली मे रचित ई खण्ड काव्य हुनक प्रथम रचना रहितहुँ अपन प्रौढताक कारणे अत्यन्त महत्वपूर्ण प्रतीत भेल । एकरा हम नेपाल खण्डक मैथिली साहित्याकाशर्क एक गोट दिव्य नक्षत्र मानैत छी ।

पण्डितजीक वर्णन तन्मयता तथा अभिव्यक्तिक प्रवाह सर्वज्ञा श्याघनीय अछि ।

प्रथम सर्ग मे ओ मिथिला वर्णन मे लिखै छथि हिम पहाड सँ दक्षिण भागक अड्ड कलिड्ड बंग सँ पर गंगा हरिहर क्षेत्र सँ उत्तर सदानिरा (नारायणी) सँ पूर्व सगर तँ सिमान्तर्गत क्षेत्रक अछि मिथिला नाम परल सुन्दर शस्य श्यामला धरा जनकर छै उत्तर नगपति छै भूधर दोसर सर्ग मे राजर्षि जनकक वर्णन करैत ओ लिखै छथि :___

मिथिक मनोहर मिथिला मे पृथ्वी पति श्री राजर्षि जनक देश सुधारल प्रजा खुशाहल सुखमय जीवन छल सभहक त्रेता मे भेल भयंकर अनिकाल आ ओकर समाधान क हेतु यज्ञ करबाक निर्णय पर ओ लिखै छथि ___

अन्न पानि बिनु बांचि सकत के ऋषि मुनि श्रुति सम्मत वाणी जँ जल्दी वर्षा नहि होयत बांचि सकत नहि केओ प्राणी सभासदक सम्मति सँ पारित भेल यज्ञ होबक चाही लाड्डल यज्ञ करथु राजा, तैखन मेटल रौदिक धाही । तेसर सर्ग मे सीता स्वयक पूर्वक वर्णन करैत ओ लिखै छथि :___

मिथिला ग्न जनक अति प्रभुदित रानी के मन मे नहि चैन ।
सीता कोना खुशीभय रहती ताहि लेल सदिखन बेचैन ।।
ओ आगु शिव धनुषक आसपाल निपल गेल संदर्भ मे लिखै छथिः___
एक दिन माय सुनयना कहलिन पूजा घरक ठाँव कयलेव ।
शिवपिनाक घयल छै तकरो आस पास मे निपिओ देव ।।
राजा जनक जखन पूजा ला ऐला देखलनि सकभारी ।
आई ठाँव के कैलक ऐ ठाँ ऐ तरहे अभिनव कारी ।।
सुनतहि आवि सुनयना बजली देखलनि काज चमत्कारी ।
जे धनु टस मस होय न कनिको कोना उठा सकली भारी ।।
कारण तर मे निपल भूमि छै उपर सँ शिव धनु राखल ।
सीता केलनि ठाँव कहल हम हुनके ऐ ठाँ ठावक लेल ।।
चारिम सर्ग मे धनुषयज्ञ क तयारी आ देश देशान्तरक राजकुमार सब आएल लिखै छथि :___
धनुष यज्ञक हेतु जिनका जाहि काजक भार छल ।
काज झन पट पूर्ण करवा लय सदा तैयार छल ।।
ओहि मे स्वागत सत्कारक क्रममे आगू लिखै छथि :___
चहुदिस सँ लोक सब आ राज रजवारक कुंमर ।
अपन अपना ढंग के रथ तुरग गज बाहन सुधर ।।
आवि रहला आवि गेल छथि वैसला स्वविवेक सँ ।
जनक सब ठाँ स्वागतारथ सेवको एक एक सँ ।।
कथुक किनको त्रुटि नहि हो वस्तु नै छल कहथि के ओ ।
सब सतत् तैयार रहि घुमितो रहथु केओ कतहु केओ ।।
पांचम सर्ग मे धनुष भंगक प्रसंग लिखैछथि :___
परशुराम आ लखन मे किछु काल अटपटभय रहल ।
तखन श्री रघुवंशमणि मुनि रुप देखैतई कहल ।।
वीर हीना हो न बसुधा सत्य शिव सुन्दर सबला ।
गुरुक आज्ञा पावि शिव धनु सहज भावे कर गहल ।

भूमि सँ उपर उठवितँह टुटि कय धनु खसि परल ।।
ओ आगू स्वयम्बरक क्रम मे लिखै छथि :____
तेहि समय सीता माला लय सखि संग ऐली झट तहाँ ।
श्री धनुषधारी नृपति मणि श्री राम डाढ तथि जहाँ ।।
फूल वर्षा भेल नभ ऍं मांगलिक बाजा बजल ।
दिग दिगन्तो धरि प्रवल जयकार ध्वनि गुन्जिते रहला ।।
छठम सर्ग मे राम सीताक विवाहक प्रसंग लिखै छथि :____
हर्षमय वातावरण तेहि काल सँ सबठाँ रहला
जनक विश्वमित्र सँ शुभ लग्न हेतुक जा पुछला ।।
गाधि सुत तेहि काल से राजा जनक सँ कहि देला ।
अवधपति के नौत पोताक लिखि दिअनु वरियात ला ।।
मास अगहन पंचमी तिथि शुक्ल पक्षक नीक छै ।
अवधपति के चारु पुत कें परिणयन होयवाक छै ।।
ओ सर्गक अंत मे तैयारी के संदर्भ मे लिखै छथि :____
अपन काजक सब रखने छलै अपने उपर ।
देल काजक भार कब कत्त पूर्ण होवय बिना डर ।।
ऐ प्रकारे जनकपुर नगरक सजायल वेश छल ।
प्रजा राजा सब जुटल सुरनर नाम किन्नर यक्ष सब ।
मैथिलीक परिणयन बुझि प्राकृतिक सौन्दयो कहबा ।।
अंतिम सातम सर्ग मे कन्या दलक संदर्भ में लिखै छथि :____
गुरु बशिष्ठक कथन अनुकूले सकल पूर्वाड्ड सब ।
सदानन्द पुरोहितक आसन पकरि विधि करथि सब ।।
कोनो वस्तुत कभी ककरो मैथिलीक दिस सँ ने भेल ।
समय जखनुक छलै तैखन सिन्दुरक शुभदान भेला
गगन सँ सुरवालिका सब पुष्प वर्षा कय रहला
मांगलिक सुरतान लय सँ गीत मंगल गा रहला ।।
एहि तरहे सात सर्गक सीता स्वयम्बर खण्ड काव्य कविक मौलिक कृति छैन्हि ।
२०५२ साल मे कवि द्वारा प्रकाशित एहि खण्ड काव्यक लगले २०५३ साल वैशाख मे सुकन्या च्यपन दोसर खण्ड काव्य हुनक प्रकाशित भेल । सात सर्गक एहो खण्ड काव्य बहुत सुन्दर अछि

महोत्तरी जिलाक सकरी ग्राम मे १९८० साल मार्ग शुक्ल दशमी १८ गते हुनक जन्म भेलनि आ ज्योतिष गणिताचार्य एवं फलित शास्त्री ज्योतिषी जी २००७ साल मे प्रजातन्त्र से पूर्वहि सप्तरी के एकटा संस्कृत विद्यालयक शिक्षक के रुप मे अध्यापन सेवा आरंभ कएलनि आ मटिहानीक श्रीराम माविक प्रधानाध्यापक पद स २०४३ साल मे सेवा निवृत भेल रहथि आ ओकर बाद २०६० साल पुस १५ गते निधन पर्यन्त जनकपुरधाम मे विश्वकर्मा चौक सँ दक्षिण मे अपन छोटछिन घर मे रहैत ज्योतिष कार्य तथा साहित्य साधना मे लागल रहलथि ।

अपन छत्तीस वर्षक अध्यापन सेवा मे रहैत ओ २०२३ साल मे जनसेवा पदक २०२५ मे महेन्द्र विद्याभूषण, २०३६ के शिक्षा दिवस पर पुरस्कृत भेल रहथि आ २०३७ मे दीर्घ सेवा पदक तथा २०३७ सँ २०४० धरि जिला शिक्षा समितिक सदस्य रहथि । पंडित जी मातृभाषा मैथिलीक संगहि हिन्दी मे दर्जनो भजन आ कविता लिखने छथि । उनकर छठम पुण्य तिथिक अवसर पर हुनक स्वर्गीय आत्मा के चिरशान्ति हेतु हार्दिक श्रद्धाञ्जलि अर्पण करैत छियन्हि ।



३. पद्य

३.१.कालीकांत झा "बुच"1934-2009-आगाँ

३.२.गंगेश गुंजन:अपन-अपन राधा २३म खेप

३.३.ज्योति सुनीत चौधरी-आसमानी आकाश

३.४.१.रामभरोस कापड़ि भ्रमर-गजल २.नन्द विलास राय-गीत

३.५.शिव कुमार झा- पद्य

३.६.१.राजदेव मंडल-तीन टा कविता २.सतीश चन्द्र झा-दूटा कविता

-





३.७. कामिनी कामायनी-बंजारा मोन

३.८. डॉ. शेफालिका वर्मा-दूटा कविता

स्व.कालीकान्त झा "बुच"




कालीकांत झा "बुच" 1934-2009

हिनक जन्म, महान दार्शनिक उदयनाचार्यक कर्मभूमि समस्तीपुर जिलाक करियन ग्राममे 1934 ई. मे भेलनि । पिता स्व. पंडित राजकिशोर झा गामक मध्य विद्यालयक

प्रथम प्रधानाध्यापक छलाह। माता स्व. कला देवी गृहिणी छलीह। अंतरस्नातक समस्तीपुर कॉलेज, समस्तीपुरसँ कयलाक पश्चात बिहार सरकारक प्रखंड कर्मचारीक रूपमे सेवा प्रारंभ कयलनि। बालहिं कालसँ कविता लेखनमे विशेष रूचि छल । मैथिली पत्रिका-मिथिला मिहिर, माटि- पानि,भाखा तथा मैथिली अकादमी पटना द्वारा प्रकाशित पत्रिकामे समय - समयपर हिनक रचना प्रकाशित होइत रहलनि। जीवनक विविध विधाकेँ अपन कविता एवं गीत प्रस्तुत कयलनि। साहित्य अकादमी दिल्ली द्वारा प्रकाशित मैथिली कथाक इतिहास (संपादक डा. बासुकीनाथ झा )मे हास्य कथाकारक सूची मे, डा. विद्यापति झा हिनक रचना ''धर्म शास्त्राचार्य"क उल्लेख कयलनि । मैथिली एकादमी पटना एवं मिथिला मिहिर द्वारा समय-समयपर हिनका प्रशंसा पत्र भेजल जाइत छल । श्रृंगार रस एवं हास्य रसक संग-संग विचारमूलक कविताक रचना सेहो कयलनि । डा. दुर्गानाथ झा श्रीश संकलित मैथिली साहित्यक इतिहासमे कविक रूपमे हिनक उल्लेख कएल गेल अछि |

!! जागू माॅ आद्या !!

सूतलि वतहिया मैया लागल केवाड़ अय ।
जागू - जागू माॅ आद्या करियौ उद्धार अय ।

मधुकैटभ महिषासुर घातिनि,
धूम्रनयन चण्डादि निपातिनि,
बीजक शोणित सुरा पायिनी,
शुम्भ मारि कऽ शांति दायिनी
पसरल फेरो अघलहिया असुरी अन्हार अय ।
जागू - जागू मॉ आद्या करियौ उद्धार अय ।

सौम्ये नंदिनी अति भयंकरे,
रक्त दंतिके मॉ अयोनिजे,
ताकू मॉ अपन संतति कें,
शाकम्भरि हरि लियऽ दुर्गति कें,
अहीं सॅ भेलै ताहिया दुर्गम संहार अय ।
जागू - जागू मॉ आद्या करियौ उद्धार अय ।

भीमे क्षुधिते असुर भक्षिके,
अरूण नाशिनी साधु रक्षिके,
अत्याचार कही जॅ हेतै,
रक्षाभार अहीं पर एतै,
लऽ तिरसूल सुदर्शन पहिया लियौ अवतार अय।
जागू - जागू मॉ आद्या करियौ उद्धार अय ।

महिमा अहॅक महान भवानी,
करू कतेक गुणगान भाविनी
भोग मोक्ष दुहू पवै अभव्या,
जे अहॅक धुरखुरू भाव्या,
हमहूॅ संतति नहि वहिया हमरो अधिकार अय ।
जागू - जागू मॉ आद्या करियौ उद्धार अय ।



गंगेश गुंजन:

जन्म स्थान- पिलखबाड़, मधुबनी।श्री गंगेश गुंजन मैथिलीक प्रथम चौबटिया नाटक बुधिबधियाक लेखक छथि आ हिनका उचितवक्ता (कथा संग्रह) क लेल साहित्य अकादमी पुरस्कार भेटल छन्हि। एकर अतिरिक्त मैथिलीमे हम एकटा मिथ्या परिचय, लोक सुनू (कविता संग्रह), अन्हार- इजोत (कथा संग्रह), पहिल लोक (उपन्यास), आइ भोर (नाटक)प्रकाशित। हिन्दीमे मिथिलांचल की लोक कथाएँ, मणिपद्मक नैका- बनिजाराक मैथिलीसँ हिन्दी अनुवाद आऽ शब्द तैयार है (कविता संग्रह)।१९९४- गंगेश गुंजन (उचितवक्ता, कथा)पुस्तक लेल सहित्य अकादेमी पुरस्कारसँ सम्मानित ।

**अपन-अपन राधा**

**राधा-२३म खेप**

(पछिला-२२ म खेप मे अपने पढ़ने रही-)

....

भरि पृथ्वी फूटल कोहा-खापड़ि जकाँएहि कालक साक्षात्कार मनुष्य जीवन यात्राक थिक सर्वाधिक अशुभ प्रारब्धक ठाम ! से ठाम की हम स्वयं ई अभागलि राधेहिक देह-प्राण- चित्त ? से खेत कि ई हमर -हमरे देह होअ' श्रीकृष्ण महराज ? यैह निसाफ ?'

जानि ने ककरा पुछलखिन राधा ई प्रश्न बा मने मे उचरलनि, नहि जानि। जानथि श्रीकृष्ण !...

**आब राधा-२३म खेप**

क्रमश: कोना शिथिल भेल चलि गेलय शरीरक सब अंग ? परलो मे करोट फेरैत पर्यंत होअ' लगैत अछि आलस,

उठि क' बैसबा काल तं एड़ी सं ल' गरदनि पर्यंत होअ' लगैत अछि उद्वेलित | आ जँ कहुना उठि क' बैसि गेलहुं किछु काल , तं उठि क' ठाढ़ होयबा क्षण तं सद्य: बुझायित रहैत अछि जे ई देह मथुरा ककाक खोपड़ी भ' गेलय| कनिक एक रती बसातो बहि जाय तं डोल' लगैत अछि |खसबा-खसबा पर बिर्त जेना कोनो क्षण -मथुरा ककाक खोपड़ी ! संभव दू टा बांस, दू बोझ खरही-खढ़क तैयार कएल गेल अपने हाथें -खोपड़ी,खुट्टा समेत छारल
पर्यंत एतबै सामग्रीक खोपड़ी, कोनो क्षण खसि पड़बाक हालत में टगल ठाड़ !
हमर शरीर सैह भ' गेलए...अनमन । की करी कतय जाय, कोना जाय या जाय किएक ?

एत्तैक असल प्रश्न त यैह कि जयबै कियै करी केकरो समीप ?
मुदा देहक तं अछि प्रतिपल एहि इच्छा कष्ट भरल दिन राति हमरे पर भार
यैह भार त बनि गेलए आब जेना आनक धनक क' रहल होइ रक्षा
आनक अमानतक रक्षा में ई संपूर्ण चेतना, अपने शरीर हाथ पैर आंगुरक शक्ति धरिक क' रहल अछि
दिन दिन हरण। बनौने जा रहल अछि सब प्रात किछु आर दुर्बल आर बेसंभार|
केहेन पालकी में बीच बाट कनिया के राखि चलिए गेलए सब कहार?
ई देह-ठठरी देहक ओहार लागल सबारी राखल रहि गेलए।
आब भ' गेलए कतेक दिन, एहिना, एकहि ठाम!

बाट बटोही एक कात स निकलैत बढि जाइत अछि अपन अपन ठाम
पहिने कौतुहल तखन करूणा, एक रती चिंता, आ अंतत: समाज के गारि पढ़ैत
बढि जाइत अछि अपन गंतव्य|
हम लज्जा में कुंठित असुरक्षित, बिदागरीक कनिया बीच बाट के पालकी में राखल पालकी|

किछु करबाक स्पृहा नहि बांचल अछि, किछुटा करबाक नहि होइत अछि मोन |
मोन-देह तेना असोथकित लगैत रहैये... जेना कै कट्ठा खेत जोति क' आयल हरबाह होइ |
बिना स्नान केने गमछा सं घाम सुखबैत बैसल कोनो गाछ तर।
एक रती आर सुस्ता ली, एके रती आर...|तखनि उठि धार, करवा लेल स्नान
जे मोन हो थीर
ताहि एक रती एक रती में बैसल बैसल निन्न स..झूक' लागल होय आ गाछे में लागि ओठंगि क' भ' गेल हो निन्न।

माथ पर सुस्ताइत चिड़ै-चुनमुन्नीक मृदुल कलरवक हरियर पात स झरैत होय जेना देह पर,

आकि बुन्न | मुदा लागि गेल होय अनायास प्रिय |आंखि लागि गेल होय, आंखि लागि गेल होय आ
कियो ताकहु नै आयल होय, बड़ी काल! एत धर जे भ' गेल हो मुन्हाइर सांझ |
जखनि आंखि खुजल त बुझाय लागल भोर...एकदम स भोर
एकर अर्थ जे आई भोर स दुपहरिया त भेल, तकर बाद सांझ,..आ राति नहि भेल ।
से कोना धरफरैलए दतिमन कर गेलौं...त हंस' लागल ठहाका मारि क' मनोरथा ! -
ई की भेलैक, ई त बताह भ' गेलौ रौ, भरलो सांझ क' रहल छहु दतिमन|
तेकर त मतलब जे लदतऊ कनी काल में हर आ बड़द हंकैत बिदा हेतऊ बाध!
ई त बताह भ' गेलौ..हा हा हा!'
लजा क' ओ फेकैत नहि अछि दतमनि| करिते रहि जाइत अछि |
ई बुझैत कि भोरक ज़बर्दस्त भ्रम भैले
छैक
ओकरा | मुदा अखेन सांझे
कहलकै- कि हैतै, कियैक बर्बाद करबै नीमक ई ठाड़ि, जेकर क रहल छी दातमिन
दांते-मुंह साफ करवा लेल त, कैल जाइत छैक दतिमनि
ज लोक कै दिन दू बेर नहा लियै त कोनो दोख नहि, त दू बेर दतमनि क लेबाक लेल एतेक कियैक हंसी
जखन कियो नहि छै ल'ग पास, नितांत असकर अछि राधा
त के हंसलै ये ओकरा पर, भोर भ जेबाक भ्रम में दतमनि कर लगवा पर के हंसलै ए !
कंठ त अवश्ये कोनो सखी अर्थात सखी बहिनपा के नहि छल, तखन हंसल के ई पुरूख
चारू कात आंखि के किछु आर पसारत, तकबाक चिन्हबाक प्रयास करैत भ गेली नब व्याकुल
बड़ी काल धैर माथ में छहक्का बजरैत रहलेन, मोन खिन्न, खौंजाईत रहलेन, आ होयत की
अपन मुंह अपने नोचि ली, अपन झौंटा अपने उपारि ली।
कहुना क' करैत कुल्ला स दांत, सांझक दात्मैन संपन्न, मैल कुचैल आंचर स पोछ लगली मुंह
कि अपने हाथ पर बुझैलें दोसर एकटा परम शीतल अपनत्वक हाथ
अपने आंगुरि भ गेलेन अचानक अनचिन्हार- हम पोछि दिय मुंह राधा !
बड सुस्त छओ तोहर शरीर...' स्नेह कोमल स्पर्श स पोछि रहल छथि हमर भीजल मुंह |
ओह त सैह हाथ थिक ई ???

-छोड़ू छोड़ू बड आयल छी दया देखबय लेल । राखू अपन नाटकक ई स्नेह अपने लग|
आन ठाम देत काज, अहां के कोन प्रयोजन राधाक ?अहां के एकर कोन चिंता!' .... मुदा झटकल कहां भ' रहल अछि तथापि हुनकर हाथ ?
हमरे आंचर स पोछैत हमर मुख ?

हाथक सामर्थ्य कियैक भ' गेल अछि सुन्न !
-बड चलाकी के दुलार माधब, नहि हमरे संगे ?'
..से की...से की राधा !..

-मुंहों पोछ' बेसलहुं त हमरे आंचर स...अपन पीतांबरी की दूरि भ' जैत ?

नहि कैलहुं तेकरा एकोरती हमर मुंह स्पर्श स मलिन, बेस !'

-बात से नहिं राधा, हमर पीतांबरी सं तोहर कोमल मुंह खोखरा जेतउ |हमरा तेकर ने चिंता भेल|

देखैत नहि छहीं किदन कहां-दन टांकल छैक एहिमें सोना-रूपाक तार पन्नी सब-
माता जसोदाजीक कृपा सं..केहेन छैक खौंचाह-खरखर ?'
की त सुंदर लगैत छैन...मुदा तोहीं कह जकरा स हम तोहर मुंहौं नहिं पोछि सकी तेहन वस्त्रक कोन काज ?
अकार्जक...'

-छोड़ू-छोड़ू बूझल अछि अहांक लीला| हमरा जुनि सिखाउ |

देखू एक रती, केहन खरखर अछि अहांक पीतांबरी, जाहि स चछां जायत हमर मुख ?' स्न्देहें
राधा यत्नपूर्वक छूबैत घीचलखिन कृष्णक वस्त्र |
त से बात झलफल अन्हारक प्राय: करामाति !

-ओ त से ने कहू। क' क' तं आयल छी कै पहर जमुना विहार !

सौंसे तीतल त अछि वस्त्र अहांक...'

-नहिं राधा से बात नहिं, से नहिं, करै हमर विश्वास...'

-त कोना अछि भीजल वस्त्र, खाउ त हमर सप्पत!'

-कोना भीजल बस्त्र, जदि नहिं चुभकलउं हैं जमुना में भरि सांझ त ?' राधा पुछलखिन

-तोहर सप्पत। ते नहिं। कारण किछु आन छैक राधा।'

-की से त बूझी...'

कृष्ण कठिन असमंजस में पड़ि गेलाह|

की कहथिन्ह, कहथिन्ह बा नहिं...

-कहैत नै कियैक छी ? सोचि रहल हएब कोनो बहाना, झुट्ठे खेलहुं हैं हमर सप्पत, बुझलहुं

हम| छूबिक कहू त हमर माथ, आर के रहै संग ?'
-झूठ नहिं। सुनै।
एकटा नेरू चरैत-चरैत जमुना में ओँघड़ा गेल रहैक| एखनि नहिं अबैत छैक हेल' ओकरा | कनिक काल आर होयतै त रघुनी काकाक ओ नेरू डूमिए जेतैक जमुना मे|...
तैं जमुना में पैस' पड़ल राधा, अपनी कोरा में उठा क' ऊपर कैलिए.\.अवश्ये ओकर माय फकरैत छल हेते असहाय।
बुझहिं मै पर्यंत, भ' जाइत अछि- एहि सृष्टि में कखनो काल केहन असमर्थ, अपन संतान लेल पर्यंत ओकरो कल्याणक नहि कैल भ' पबैत छैक कै बेर जरूरी स जरूरी उपाय। ताहू
मै ओ भ' जाइत अछि केहेन निरुपाय। एत' धरि जे संतानो लेल, संतानक दु:खे मायक फकरब होयत अछि बड असह्य काल।
बात ई छैक राधा, तैं भीजल अछि हमर देह आर वस्त्र।'

आब भेलौ विश्वास बुद्धू !'

राधा मातृ-व्याकुलता मे हुनकर देह-वस्त्र हँसोथ' लगलीह होइत रहलीह बिकल। कतेक काल सँ छी भिजल देहें अहाँ ? सर्दी नहि भ' जायत हएत नहि ज्वर ? हम कोन उपाय करी आब। अछयो तव नहि कोनो पुरुष-वस्त्र।बेचैन भ गेलीह। कहाँ छनि पुरुखक कोनो वस्त्र घर मे। बजलीह, बल्कि पुछलखिन-' की करू, की पहिराउ अहाँ कें एखनि, बाजू ने।'

-से तं जानयँ तों, तोहर उपाय। हम की कहियौ ? बस्त्र तँ ठिके जहि छौक हमरा योग तोरा लग मे। किंचित करैत अभिनय एक रती भ' क' गंभीर एक रती हास कएलखिन-' एकटा उपाय छौक, करबें से ?'

-'बाजू जल्दी, की ? कहू।' राधा व्यग्र भेलीह। प्रत्याशा मे ताक' लगलीह कृष्ण दिस।

-अपने नूआ द' दे' खोलि क', हम सएह पहिरि ली...'

ओहन झलफल अन्हार मे पर्यन्त स्पष्ट देखार देखलनि- श्रीकृष्णक ठोढ़क दुर्लभ कुटिल बिहुँसी, राधा। सर्वांग संगीत-सुन्न भ' गेलनि चेतना । एक्के क्षण लेल मात्र मुनएलैन राधाक दुनू आँखि। बजलीह-

-'हर्जे की माधव ! लिय' अहाँ कें ने लागय बोखार, हो नहि एको मिसिया कष्ट...लिय',...

सत्ते उतार' लगलीह राधा अपना देह पर सँ आँचर खोल' लगली-साड़ी...। देखितहि कृष्ण भेलाह राधहु सँ बेशी व्याकुल।

-' ई की करै छें राधा ! बताहि ! पकड़ि लेलखिन राधाक हाथ। -' जुनि हो एना उद्विग्न। कह' लगलखिन हमरा ज्वर नहि हएत।मोन खराप नहि हएत। कनियें काल मे तँ चलि जायब आँगन| बदलि लेब भिजलाहा ई वस्त्र । नहि कर तों चिन्ता ।' राधाक कोमल कृश हाथ कें स्नेह सँ दबैत कर' लगलखिन कृष्ण हँसी-'...मुदा एकटा क'ह, तोरो ई कोन चलाकी? देह परक साड़ी खोलि क' देबाक बदला राखल कोनो नइं द' सकैत छलेहें ? कि तं चिन्तो देखा देलौं आ कनियों हेतनि कृष्ण के लज्जा बाँचल तँ देह परहक साड़ी तं नहिये करता हरण। बूझल छौ । की सैह बुधियारी ने ? बाज..'. -' नहि माधव,एना नहि किचकिचाउ हमरा। नै करू ठठ्ठा। अहाँ कहाँ कहलौं राखल साड़ी देब' हमरा? से तँ कहलौं पहिरलहे दे। एको क्षण तखन किएक हो देरी ? एको क्षण किएक रह' पड़य भीजल अहाँ कें। आ जखन अहींक इच्छा से, तँ हमरा हेतु कोन बाट ? अहाँ जे मंगलौं सएह हम देलौं। हम द' रहल छी।' कहैत राधा शान्त,प्रकृतिस्थ। एको रती ने विचलित। बल्कि तकैत सम्मुख कृष्ण कें पीबैत...आंखि असोधार... -'मानि ले तोहर ई साड़ी पहिरने हम निकलितौं ..लोक देखितय..लोक की तोरे सखि-बहिनपा- तखन की होइतौक ? होइतौ नइं तोरा लाज? लोकक ?' ओ बिहुँसि रहल छलाह प्रेम कुटिल बिहुँसी । -'से पक्ष अहाँक। हमर कोन मर्यादा आ लोक लज्जा। बनल रहय भरि समाज, से पक्ष आ दायित्व अहाँक कृष्ण, मात्र अहीक।' कृष्ण अपन हाथ कान्ह पर पुनः केश पर फेरैत राधा कें ललाट पर लैत अलौकिक चुम्बन, बाँहि कें करैत किछु आओर प्रगाढ़, अनचोखे हिचुक' लगलाह।हिचुक' लगलीह राधा हुनके संग-बड़ी काल बड़ी काल, आर बड़ी काल...

एहिना चलैत बितैत रहल कएटा ने युग...



<u>ज्योति सुनीत चौधरी</u>

**<u>आसमानी आकाश</u>**

ऋतुक बदलैत रूप संग

धरैत भिन्न भिन्न रंग

बीति रहल मानवक जीवन

सभ दिन देखैत नव परिवर्तन

समस्याक आगमन बिन सूचना

अवधि सेहो अज्ञाते जेना

स्वयमकँ कालानुसार रमौने

ध्येयपर मुदा आँखि टिकौने

विपरीत काल समाधान ताकैत

बाधाकेँ एक-एक कऽ छाँटैत

धैर्य आ परिश्रमकेँ हाथ धऽ

असंभवोकेँ बनाओल सम्भव

अनेक दिनुका अनवरत प्रयास

स्वच्छ विशाल आसमानी आकाश

१.रामभरोस कापड़ि भ्रमर-गजल २. नन्द विलास राय-गीत

१

रामभरोस कापडि भ्रमर

**गजल**

समुद्रक गहिंरइ अपना भितर नुकौने

कतेको आश इच्छाके भरिसक दबौने

मुस्कीक इजोतमे फतिंगाके फंसबैत,

भ्रम दीपक देखा मुंह सुरसाक बनौने ।

हा,प्रकृति किए मुरुत गढलौं एहन,

छुरी भोंकितो सदैब जे छातीस लगौने ।

रुप भिनसर हो कि बेछप सांझ करिया,

राजमार्गोके अनेरे एकपेरिया बनौने ।

सक्क छै जकरा निमाहत ग प्रीत नेह,

आमंत्रण बटैत रही छिटकिल्ली लगौने ।

मायाजाल फंदामे बेरबेर घुरिआइछ भ्रमर,

बुझी आगा छै कुण्ड तैयो चली डेग बढौने ।

२



नन्द विलास राय

ग्राम,पोस्ट- भपटियाही, टोला- सखुआ, वाया-

नरहिया, जिला- मधुबनी, बिहार।

**गीत**

कतेक दिनसँ हम, चिट्ठी लिखै छी,

कथी ले रूसर छी पिया, किएक ने अबै छी

बीत गेलै दुर्गापुजा, बितलै दियारी,

बिरहा सतबैए हमरा राति कारी-कारी,

एक दिन जिबै छी पिया, एक दिन मरै छी,

कथी ले रूसल छी पिया, किएक ने अबै छी।

जहियासँ परदेश गेलौं अहाँ, दिलकेँ नहि अछि चैन यौ,

कनेको नहि दैत छी अहाँ हमरा गप्पक मानि यौ,

निनो नहि अबै रातिकेँ तारा गिनै छी,

कथी ले रूसल छी राजा किएक नहि अबै छी।

गाछ सभमे लटकल अछि एमकी रंग-बिरंगक आम यौ

आम खाइ ले पिया हमर, आबि जाएव गाम यौ,

भोरसँ हम साँझ धरि अहाँक रास्ता तकै छी,

कथी ले रूसल छी पिया, किएक नहि अबै छी।

अपन शरीरपर पिया देबै अहाँ धियान यौ,

दुनियाँमे नहि अछि हमरा, अहाँ छोड़ि आन यौ,

अहाँकेँ दीर्घायु खातिर पूजा करै छी,

कथी ले रूसल छी पिया, किएक नहि अबै छी

बुच्चीकेँ ओझा आनलक लँहगा-पटोर यौ,

आँखिसँ झहरै हमरा दिन-राति नोर यौ,

बुच्चीकेँ दुल्हा देखि-देखि हम जरै छी,

कथी ले रूसल छी पिया, किएक नहि अबै छी।

हमरा नहि चाही राजा लँहगा-पटोर यौ,

आम खाइ ले आएव मुदा, अहाँ श्योर यौ,

चिट्ठीसँ नहि अएलौ अहाँ, फोन करै छी,

कथी ले रूसल छी पिया, किएक नहि अबै छी।

शिव कुमार झा-किछु पद्य ३..शिव कुमार झा ''टिल्लू'',नाम : शिव कुमार झा,पिताक नाम: स्व0 काली कान्त झा ''बूच'',माताक नाम: स्व. चन्द्रकला देवी,जन्म तिथि : 11-12-1973,शिक्षा : स्नातक (प्रतिष्ठा),जन्म स्थान : मातृक : मालीपुर मोड़तर, जि0 - बेगूसराय,मूलग्राम : ग्राम + पत्रालय - करियन,जिला - समस्तीपुर,पिन: 848101,संप्रति : प्रबंधक, संग्रहण,जे. एम. ए. स्टोर्स लि.,मेन रोड, बिस्टुपुर

जमशेदपुर - 831 001, अन्य गतिविधि : वर्ष 1996 सॅ वर्ष 2002 धरि विद्यापति परिषद समस्तीपुरक सांस्कृतिक ,गतिवधि एवं मैथिलीक प्रचार - प्रसार हेतु डा. नरेश कुमार विकल आ श्री उदय नारायण चौधरी (राष्ट्रपति पुरस्कार प्राप्त शिक्षक) क नेतृत्व मे

संलग्न

**!! हे तात !!**

विलखि रहल छी अन्हर जाल मे,
छोड़ि कत चलि गेलहुँ तात ।
कॉपि रहल छथि सूर्यमुखी आ,
कुहरथि वृद्ध कनैलक पात ।।
टोलक सभटा नेना भुटका,
आश लगौने घूमथि वथान ।
के देत उदयन धामक पेड़ा,
के देत मिठगर मगही पान ।।
पंडित बाबा खाट पकड़लनि,
ककरा मुख सॅं सुनता गान ।
श्यामजी अश्रु इनार मे पैसलनि,
आव के कहतनि पैघ अकान ।।
आर्या मॉक दुआरि सुन्न अछि,
सत्संगी सभ ओलती मे ठाढ़ ।
भक्ति सागरक धार विलोकित,
लुप्त गगन मे अहॅंक कहार ।।
अनसोहॉत ई दैवक लीला,
कोना वनौलनि मर्त्य भुवन ?
विज्ञानक ऑगन सॅं बाहर,
जन्म मरण जीवन दर्शन ।।
करतीह कोना श्रृंगार मेनका,
करतनि के रूपक वर्णन ।
देवराज छथि कोप भवन मे
जल विनु करव कोना तर्पण?
मुख मलीन कहियो नहि देखलहुँ,
सुख दुख सॅं अहॉ विलग विदेह ।
अंतिम भीख मॅंगै छी बाबू,
दर्शन दिऔ एक वेरि सदेह ।।

१. राजदेव मंडल-तीन टा कविता २. सतीश चन्द्र झा-दूटा कविता

१



राजदेव मंडल

1 कठुआएल-रूप

एहि मुरूतकेँ पूजैत

आ गबैत मंगल गान

हम भेलहुँ जवान

मनमे छल पूर्ण आस

भरल आत्मविश्वास

विपत्तिमे होएत सहाइ

दैत रहलहुँ दोहाइ

करैत रहलहुँ जय-जय

किन्तु हिनका सोझेमे

सभ कुछ हेरा गेल

हमरा सँगे भेल अन्याय

ओ देखैत रहल निरूपाय

नहि भेटल मेवा

किएक करब सेवा

थुड़ि कऽ देबै फेक

नहि रहए देबै रेख

क्रोधसँ कँपैत हम

चला देलिएक लट्ठ

हिनका माथपर

आ गातपर

टूटि कऽ भऽ गेल छहोछित हम भेलहुँ आश्चर्य चकित

पर आशाक बीपरित

मुरूतक भीतरसँ

निकलल भयावह रूप

टुकुर-टुकुर तकैत

भेल अछि चुप्प

हमरा दिश देखतहि

ओ लटुआ गेल

लाजसँ कठुआ गेल।

2 सुनगैत चिनगी

छाउरक ढेरीपर

मिझाइत चिनगी

सोचि रहल अछि

अपना शक्तिक विषएमे

‘‘डाहि सकैत छलहुँ

सम्पूर्ण विश्वकेँ

किन्तु पड़ल छी आइ

उपेक्षित सन

जीबि रहल छी

एहि आशापर

जे उठत जोरगर बसात

करत हमरा साथ

पहुँच जाएव भुस्साक ढेरीपर

आ पुन: लहलहा उठब हम

तखन डाहि देव ओहि महलकेँ

जे रँगल अछि शोणितसँ

खाक कऽ देव ओहि जंगलकेँ

जाहिमे नुकाएल रहैत अछि

कुमंत्रणा करैत हिशंक जन्तु

आ हम अपना धधरासँ लिखब

नभपर नव इतिहास।”

3 अहाँक आगवानी मे

हम सोचलहुँ-भेल अछि

शुभागमन

किन्तु बसात बनौलक

पदचापक भ्रम

के रोकि सकैत अछि

उड़ैत मनकेँ

फड़कैत तनकेँ

तैँ विवशताबश

बन्न दरबज्जाक-रन्ध्र

बनि गेल-चक्षु

निहारबाक हेतु

चानकेँ

किन्तु डर छल

उमड़त धनकेँ

तइयौ-आसमे डूबल

दिलकेँ थामि

एकटक तत्पर छी

आगवानीमे

परन्तु, भूत बनल जा रहल

वर्तमान

कि पथ अछि कंटकमय

वा दिल पाषाणमय

भविष्यक आगिमे

जरैत मन

नीरीह तन।

२.



सतीश चन्द्र झा

भूखल पेट

सड़कक काते गली -गली सँ
पन्नी कागत बीछ - बीछ क'।
जीबि रहल अछि एखनो मानव
दृश्य ठाढ़ अछि केहन विकासक।

रद्दी-फद्दी, डिब्बा- डुब्बी
जे भेटल ल' गेल समटि क'।
गंदा-गुन्दी किछु नहि बूझत
ल' जायत सभ ताकि हेरि क'।

जड़तै तखने ओकरो चुल्हा
भरतै पेट राति मे कहुना।
शिक्षा के अधिकार करत की
छै एखनो जे रोटी सपना।

फाटल साटल वस्त्र देह पर
लाज अबोधक कहुना छाँपल।
जएत कोना इस्कूल पीठ पर
शीशी बोतल दै किछु बान्हल।

छोट छोट नेन्ना उठि भोरे
दौड़ जाइत अछि रौद बसाते।
भरतै पेट कोना परिवारक
अछि गरीब अक्षर सँ काते।

मासक मास अभाव सुअन्नक
एक साँ किछु खा क' जीबय।
अछि धिक्कार समाज राज्य कें
जौं आबो किछु भूखल सूतय।
सतीश चन्द्र झा, मधुबनी

पाँच साल

छल भेल प्रफुल्लित गाम गाम
जहिया जड़ शासन अंत भेल।
स्वागत मे जन जन छलै ठाढ़
सुन्दर भविष्य कें स्वप्न लेल।

बदलल प्रदेश के किछु बसात
सुख शांति फेर सँ उतरि गेल।
चलि पड़ल विकासक विवध चक्र
जीवन कें जड़ता लुप्त भेल।

ल' सकल मुदा नहि चित्र अपन
संपूर्ण सुभग सुन्दर स्वरूप।
भ सकल नष्ट नहि एखनो धरि
भ्रष्टाचारक दानव स्वरूप।

बनि रहल योजना नित नव नव
घुरि रहल जिला सँ देल पाइ।
ऑफीसर लागू करत कोना
नहि छै जइ मे एकरा कमाइ।

प्रतिपक्ष अगिलका सरकारक
गद्दी लए अछि बुनि रहल जाल।
वातानुकुलित घ'रक जीवन
नहि किछु बुझतै रौदी अकाल।

छै आबि गेल ओ समय फेर
धन बल सँ सभ जीतत चुनाव।
सामर्थ्यवान के संग लेत
भूखल सँ एकरा की लगाव।

सभ दोष एक दोसर कें द'
छीनत फुसला क' पाँच साल।
सुख दुख ओहिना जीवन ओहिना
जहिना छल बीतल पाँच साल।

**कामिनी कामायनी**

**बंजारा मोन**

मन मस्त मतंग फकीर बनल ।
मन सोर करैत अछि बेर बेर
मन पड़ा रहल अछि फेर फेर
डोलैत जाइए मन इम्हर उम्हर
ई दंड भेदसँ बाहर अछि ।
मन झूठ फूइस गढि रहल सदा
मन दौड़ भाग करि रहल सदा
मन कँ परतारय लै प्राणी
केहेन केहेन इतिहास गढल
मन ककरो बसमे आयल नै
मन जोगी भऽ रमि रहल इम्हर
मन भोगी भऽ पड़ि रहल उम्हर
मन कँ लाज लिहाज नै छै
मन हेहर छै मन थेथ्थर छै
ई चंचल पथ के राही छै ।
मन भागि रहल अछि चानक लेल
मन सूरूज देखि उधिया लागल
मन धरती पर छिछियाय रहल
मन अनंतमे सन्हियालि रहल
मन कखनो शांत प्रशांत नहि ।
कखनो उकटा पैंचीमे
कखनो बाकसमे अटैचीमे

कखनो नरमे नारीमे

कखनो धोतीमे साड़ीमे

कखनो दादा परदादामे

कखनो मान मर्जादामे

हुलकी दैत अछि बेर बेर ।

गहनामे कखनो गुरियामे

कखनो भाँगक पुरियामे

कखनो तीमन तरकारीमे

कखनो कोठीमे अटारीमे

मायामे उनटै बेर बेर ।

बिरहा पर मन अछि डूबि रहल

मल्हार पर अतिशय फूलि रहल

मन करै छै कखनो साम गान

कखनो कखनो फूसही बखान

कखनो कानैत अछि नोर झोर

कखनो हुलसति अछि जोर जोर ।

मन सज्जन छै मन हरीफ छै

मन तुलसी छै मन कबीर छै

मन के किछुओ अलभ्य नहि

ई चारू लोकक मालिक छै ।

मन राह बाट के राहगीर

लमहर चौरस वा बानवीर

नृत्यरत अछि राति दिवस

मन के कखनो विराम नहि

मनक पाथेय छै बस चिन्तन ।

मन भ्रमण करै छै जुग जुगसँ

ई सभ तर बूलै जुग जुगसँ

मन रास विलास करैत सदा

मन सन कोनो बंजारा नहि

मन जोगी छै नागा जोगी ।



**डॉ. शेफालिका वर्मा**

**1.इजोरियाक भाषा**

चलु, परछाहीं क पार हम घुइम आबी..

लिखल जे सांसक गाथा

मौनक भाषा में ओकरे हम

गुनगुनाबी.......................

दर्द प्राण में अहाँक स्मृति केर

बिलखि बिलखि छटपटा रहल

आहत गीत उमढ़ी उमढ़ी

बैसि अधर पर कुहरि रहल !

साँझुक दम तोढ़ैत बेला

चैती बयारक कम्पन

चांदनी बैसि हमर अहांक

लिखि रहल ओ भाषा

जे नै कहि सकलों हम अहांके

नहि कहि सकलों अहाँ हमरा

चलु, तखन इजोरिया से

पुछि आबी

अपन अहांक मूक गाथा

मौनक

भाषा में ओकरे हम

गुनगुनाबी...........

+++

2.उपेक्षित

अपन सोचक बेडिंग

दिमागक कम्पार्टमेंट में

रिजर्व बर्थ पर दैत छी पसारि

कल्पनाक रंग विरंगी बिछोना

बेडिंग में से गेल बहिराय!

आ

हृदयक नयन टुक टुक तकैत ऐछ

के आवि एहि भाविक बेडिंग के

अपनाओत ???

मुट्ठी से रेत जकां समय ससरी जायछ

आ सोचक बेडिंग ओहिना पडल रही जायछ

उपेक्षित अनछुअल...........

कोंकणी कथा : मर्णताळणी

मूल कथाकार :  वसंत भगवंत सावंत

हिन्दी अनुवाद : डॉ. शंभु कुमार सिंह ओ श्री  सेबी फर्नांडीस

मैथिली अनुवाद :  डॉ. शंभु कुमार सिंह

**मृत्युकेँ टारब**

"कनिष्ठ अभियंताक जीप आबि रहल अछि.....सभ केओ काज पर लागि जाउ।" गाछ पर चढ़ि मौध निकालबाक प्रयास क' रहल फ्रांसिस पहाड़ीक बाटे हपसैत अबैत जीपकेँ देखि सभ मजदूरकेँ चेतएबाक स्वरमे चिकरल आ स्वयं सेहो शीघ्रहिं नीचाँ उतरि गेल। बीड़ी पीबाक बहन्ना सँ काम बन्न क' कए गप्प कर' वला आ लगपासमे बैसल सभटा मजदूर हाँइ हाँइ उठि हाथमे दबिया ल' क' गाछ बिरीछ काटए लागल। आइ भोरहि सँ मजदूर सभ मोन लगा कए काज नहि केने छल। हमरा सभकेँ दाणे पहाड़ दए चढ़िकए अबैत अबैत साढ़े नओ बजि गेल रहय । आइ हम स्वयं ओकरा सभक समक्ष ठाढ़ भ' कए काज नहि ल' रहल छलहुँ एहिलेल ओहो सभ नहुएँ नहुएँ काज क' रहल छल। बिना काजक दिन खेपैत देखियो कए हम ओकरा सभ पर गोस्सा

नहि क' सकलहुँ। आइ हमर मोन नीक नहि रहय। भोरहिं सँ हम पहाड़क टिल्हा पर सातनक गाछक नीचाँ बैसल रही। हम जतए बैसल रही ओतए सँ नीचाँ सलावली नहरक काज चलैत रहैक, जे साफ झलकैत रहैक। बहुतो रास मशीनक हल्ला होइत रहैक। नहरक काज आधासँ बेसी भ' चुकल छलैक। आगूक पाँच छओ बरखक भीतरहिं काज पूर्ण भ' जएबाक उमेद रहैक आर ओहि नहरक पानि पीबा आर आन प्रयोगक लेल एहि दाणे पहाड़ पर ट्रिटमेंन्ट प्लान्ट बन' वला रहैक। हमरा एतुका कार्यभार भेटबासँ पूर्वहिं निरीक्षण भ' गेल रहैक। यैह किछु दिनमे काजक ठीका (निविदा) निकालि ठिकेदारकेँ काज संपन्न करएबाक आदेश द' देल गेल रहैक। अगिले सप्ताह मुख्यमंत्रीक हाथेँ शिलान्यास हेबाक रहैक। एहिलेल ओहि जमीनकेँ चिह्नित करबाक लेल कार्यपालक अभियंता साहेब एतेक मजदूरकेँ लगा कए एहि महत्वपूर्ण जमीनकेँ साफ करबाक लेल कहने छलैक। काल्हि आ परसू तँ मजदूर सभकेँ लड़ा चड़ा कए हम नीक जकाँ काज करा लेने रही मुदा आइ हमर मोन काजमे नहि लागि रहल छल।

कनिष्ठ अभियंताक जीप पहाड़ीक बाटे एम्हरे आबि रहल छलैक आ ओहिसँ आबए बला आवाजसँ हमर बेचैनी बढ़ल जा रहल छल। सभ मजदूर दौड़ि कए काज करबाक नाटकमे लागि गेल, मुदा हमरा उठि कए ठाढ़ होएबाक साधंस नहि भेल। हमरा बुझाइत छल जेना हमरा देहसँ प्राण निकलल जा रहल हो। काल्हि भोरहिंतँ कनिष्ठ अभियंता द्वारा कार्यस्थल केर निरीक्षण क' लेल गेल छलैक तखन एखन दिनक बारह बजे ओ किएक आबि रहल छलैक? निश्चित रूपेँ ओ हमरा बाबूजीक मृत्युक खबरि ल' कए आबि रहल हेताह, हमरा लागल। "आइ काज पर नहि जाउ" भोरहिसँ हमर घरक लोक सभ कहैत छलाह। बाबूजी कखन अपन अंतिम साँस लेताह भरोस नहि। ओछाओन पर पड़ल बाबूजीक हालति एकदम खराप भ' गेल छलनि। मुदा दाणे पहाड़केँ साफ करएबाक काज हमरा भेटल रहय। जँ एहिकालमे कोनहुँ प्रकारक व्यवधान भेलैक तँ हमरा नोकरीसँ निकालि देबाक धमकी कार्यपालक अभियंता पहिनहिं द' देने रहय। हम कनिष्ठ अभियंताक व्यवहारसँ नीक जकाँ अवगत रही एहिलेल हम घरक लोकसभक कथनी नहि मानि डिब्बामे दूटा रोटी राखि काज पर चलि देलहुँ। हमरा दाणे जंक्शन धरि पहुँचतहि आठ बजि गेल छल। सभ मजदूर अपन अपन दबिया आ डिब्बा ल' कए हमर बाट देखैत छल। दाणे पहाड़ दिस जाएबला ट्रक सभक बाट नहि देखि हमसभ पयरे चलब आरंभ क' देलहुँ जे जँ बाटमे कतहुँ ट्रक भेटि गेल तँ ओकरा हाथ द' देबैक। मुदा कुर्डे पहुँच' धरि हमरा सभकेँ एक्को टा गाड़ी नहि भेटल। ओतए सँ एकपेरिया बाटे अएबाक कारणेँ हमरा सभकेँ बड़ड विलम्ब भ' गेल।

मरणशय्या पर पड़ल हमर बाबूजीक चिन्ता आर पैदल चलिकए अएबाक थकानक कारणेँ हमर प्राण कंठ धरि आबि गेल छल। आ एखन हमरा बाबूजीक मृत्युक खबरि ल' कए आब' वला जीपकेँ देखिकए हमरा आँखिक सोझाँ तारा नाचए लागल। गाड़ी ऊपर आबि रहल छल। केहनो हृदयविदारक समाद हो हम ओकरा सुनबाक लेल अपना मोनकेँ एकाग्रचित्त केलहुँ आ आँखि मुनि लेलहुँ। हमरा आँखिक समक्ष चित्र सभ नाचय लागल 'आब ओ जीप ठहरत.....कनिष्ठ अभियंता जीपसँ उतरि जेताह.....काज करएवला मजदूर सभसँ "पर्यवेक्षक कतए छथि ?" पूछताह.....ओ लोकनि गाछ दिस आँगूर देखेतनि, अभियंता घुमिकए हमरा दिस उपर अओताह.....हमरा कान्ह पर हाथ राखि बजताह.....मिस्टर नायक......हमसभ एखन सांगे केर कार्यालय जाएब।' हम चुप रहब।

अहाँक लेल एकटा खबरि अछि....इट इज नॉट मच सिरियस.....(ओतेक चिंताजन नहि अछि.....) मुदा अहाँकेँ शीघ्रहिं घर बजाओल गेल अछि। हम जीप ल' कए ओम्हरे जाएबला छी.....ओतहिसँ अहूँकेँ छोड़ि देब। कनिष्ठ अभियंता जानि-बूझिकए हमरा बाबूजीक मृत्युक खबरि नुका रहल अछि, ई हमरा पता लागत.....हमर करेज फाटि जाएत, हमरा आँखिमे नोर आबि जाएत।

यू इडियट (बदमाश).....,एमहर आउ ! राजा जकाँ बैसल छथि....नॉनसेन्स (बेकूफ)। अहाँकेँ देल गेल काजक कोनो परवाहि नहि अछि? आब अहाँकेँ घरहिं पठा देब.....।

सोचलहुँ की आ क्षणहिंमे भ' गेल की, हमरो पता नहि चलि सकल। आँखि खोलिकए देखलहुँ तँ कनिष्ठ अभियंताक जीप ल' कए आएल कार्यपालक अभियंता हमरा पर डाँट फटकारक बरखा केने जा रहल छल। अपना समक्ष राक्षस सदृश ठाढ़ कार्यपालक अभियंताकेँ देखि हमर तँ हड्डी काँपि गेल।

हे भगवान, एहि ब्रह्म बबाक चाँगुरसँ हमरा मुक्ति दिया दिअ।

मोनहि मोन भगवानसँ प्रार्थना करैत हम कार्यपालक अभियंताक समक्ष ठाढ़ रहलहुँ।

अहाँक ओकादि एतेक बढ़ि गेल? मजदूर सभपर ध्यान नहि राखि, हमरा अबैत देखियहुकेँ ओतए साहूकार जकाँ बैसल रहलहुँ? ई सभटा काज चारि दिनक भीतरहिने संपन्न करएबाक लेल कहने रही , कमीना नहितन? एना तँ अहाँ हमरहु संकटमे द' देब....ठहरू ! एखनहि हम अहाँकेँ सबक सिखबैत छी....हम एखनहि कार्यालय जा कए, अहाँक 'टर्मिनेशन ऑर्डर' निकालि दैत छी...।

क्षण भरिक लेल हमरा एहन बुझाएल जेना एकटा अल्सेशियन कुकुर हमरा पर भूकैत एम्हरे आबि रहल अछि। हमरा मुँहसँ एक्कहुटा शब्द नहि नकलि सकल।

साहेब, हिनक बाबूजी बहुत बेराम छनि....एहिलेल ओ कनेक कालक लेल बैसि गेल छलाह, एकटा मजदूर हमर पक्ष लैत कार्यपालक अभियंताकेँ समझएबाक प्रयास कएलक मुदा साहेब पर हुनक बातक कोनहुँ असरि नहि भेलनि।

बेराम छथि तँ होमए दिऔक, जीवैत तँ छथि ने? एहि तरहक बहन्ना बना कए अहाँ काज परसँ बेसी नागा नहि रहल करू, नहि तँ सभदिनक लेल घरहिं बैसा देब। कार्यपालक अभियंता हमरा पर आओर भड़कि गेलाह। ओहि भरल दुपहरियामे हमरा आँखिक समक्ष तरेगन झिलमिलबए लागल।

यूजलेस सुपरवाइजर....(बेकाम पर्यवेक्षक....) एतए आउ.....देखू ई सभटा गाछ बिरीछ कटवा लेब। परसू धरि ई सभटा साफ भ' जएबाक चाही। मंगल दिन सी.एम. (मुख्यमंत्री) अओताह, ओहिसँ पहिने कनिष्ठ अभियंताकेँ चिन्हित करबाक लेल ई जगह साफ___ सुथरा भेटबाक चाही। जँ ठीक समय पर ई काज नहि भेल तँ हम अहाँकेँ देखि लेब।

अहूँ सभ केओ सुनि लेलहुँ की नहि? सभ मजदूरकेँ सुनएबाक लेल ओ ओकरा दिस देखलक आ जा कए जीपमे बैसि गेल।

पल भरिक लेल हमरा एहन लागल जेना ढ़लानसँ उतर' वला ओहि जीपक पाछू हमरा डोरिसँ बान्हि घिसियाओल जा रहल अछि। हमरा आँखिमे नोर आबि गेल। नोकरीसँ निकालि देबाक धमकीसँ हमर सौंसे देह सुन्न भेल जा रहल अछि, हमरा एहन बुझाएल। एहि नोकरीसँ हाथ धो लेब हमरा बसक गप्प नहि छल। बी.कॉम. कएलाक बाद लगभग दू वर्ष धरि हम बेरोजगार रही। पछिले साल बाबूजीकेँ लकवाक प्रकोप भेल छलनि ओ तहिएसँ ओछाओन पकड़ि नेने छथि। बाबूजीक दवाइ, कॉलेजमे पढ़ए वला अपन छोट भाय आर मैट्रिकमे पढ़यवाली अपन छोटकी बहिनक सभटा दायित्व हमरहिं कन्हा पर छल। कतेकोक पयर पकड़लाक पश्चात् हमरा हिसाब-किताबक काज भेटल छल, मुदा डेढ़ दूइ सय टकासँ बेसी हमरा कहियो नहि भेटि सकल। कतेको पैरवीक केलाक पश्चात् हमरा बारह टकाक दैनिक मजदूरी पर सुपरवाइजर (पर्यवेक्षक)क ई काज भेटल छल। हमर दुब्बर-पातर कद-काठी देखि कनिष्ठ अभियंता हमरा सुपरवाइजरक नोकरी देबाक लेल किन्नहुँ राजी नहि छल, मुदा ओकरा लग ल' जाएबला हमर शुभचिन्तक हमर विषम परिस्थिति आ लचारीक तेना ने बखान कएलनि जे नहियों चाहैत ओ हमरा ई नोकरी द' देलक। हमर छोटो छिन गलती केँ ल' कए ओ हमरा सदिखन उँच-नीच कहैत रहैत छल। पछिला तीन माससँ तीन-सवा तीन सय टकाक महिनवारी दरमाहासँ हम साधारण रूपेँ अपन जिनगी चला रहल छलहुँ। एहि सप्ताह बाबूजीक तबीयत बिगड़ि जेबाक कारणेँ हमरा लग जतेको पाइ छल, सभटा हुनक दबाइ आ डागदरक पाछू खर्च भ' गेल। जँ बाबूजीक संग किछु भ' गेलनि तँ हम कोना की करब, से सोचबाक साहस आब हमरामे नहि रहि गेल छल।

हम अंतर्द्वन्द्व मे फँसि गेल रही। कार्यपालक अभियंता हमरा नोकरीसँ निकालि देबाक धमकी द' कए गेल छल। हमरा बुझाइत छल जेना हमर हड्डीक मज्झा जमल जा रहल अछि। कोनो मजदूर दौड़ि कए हमरा थाम्हि लेलक आ गैलन मे भरल पानिसँ हमरा आँखि पर छिट्टा देलक नहि तँ हम ओतहिं अचेत भ' कए गिर जेतहुँ।

